# रोबोट

चेक लेखक **कारेल चापेक** लिखित नाटक
RUR (Rossum's Universal Robots)
अंग्रेजी संस्करण : पॉल सेल्वर आ नाइजेल प्लेफेयर

मैथिली भावानुवाद
**योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'**

## किछु सूनि लेल जाओ

मैथिली लेखन मे हमर प्रवेशक उद्येश्य छल मात्र एकटा उपन्यासक अनुवाद। ओ तऽ पड़ले अछि, बीच मे उपस्थित भऽ गेलहुँ एकटा नाटकक अनुवाद लऽ कए। नाटक अछिए तेहन जे पढ़ला पर लागल जे अनुवाद करबाके चाही।

चेक लेखक कारेल चापेक लिखित Rossumovi Univerzální Roboti (Rossum'S Universal Robots), संक्षेप मे RUR, नाटक 1920 इस्वी मे प्रकाशित भेल छल। पहिले पुस्तकक मुखपृष्ट पर ओकर अंग्रेजी नाम सेहो देल गेल छलैक। रोबोट अर्थात बेगारक कृत्रिम मजदूरक विज्ञान कल्पना (science fiction) पर ई विश्वक पहिल साहित्यिक कृति छल जकर तीन सालक भीतरे तीस भाषा मे अनुवाद भऽ गेल छलैक। रोबोट शब्द पहिल बेर एही कृति मे व्यवहार भेलैक आ ताहू कारणें ई अमर भऽ गेल। अंग्रेजी मे अनुवाद केलनि पॉल सेल्वर आ ओकरा मंचन लेल तैयार केलनि नाइजेल प्लेफेयर। 1921 इस्वीक जनवरी मास मे पहिल बेर चेक गणराज्य मे एकर मंचन भेल छल आ तकर बाद विभिन्न रूप मे विश्वक नामी रंगमंच सँ लऽ कए स्कूल कॉलेज आदि मे सब ठाम एखन तक एकर मंचन भइए रहल छैक। 1938 इस्वी मे एकर संक्षिप्त रूप बीबीसी टेलीविजन सँ प्रसारण भेल छल जे एहि टेलीविजनक इतिहास मे पहिल विज्ञान कल्पित खिस्सा छल।

एहि नाटकक रोबोट वर्तमान मे उपलब्ध यांत्रिक उपकरण जकाँ नहि, अपितु हाड़ मांसक बनल मानव सदृश कृत्रिम मानव छल। अन्तर एतबे जे ई अपन निर्माण स्वयं नहि कऽ सकैत छल आ एकरा मे कोनो तरहक मानवीय संवेदना विकसित नहि भेल छलैक। ताहि कारणें मंचन लेल सब ठाम नामी अभिनेता/अभिनेत्री लोकनि रोबोटक रोल मे काज केलनि।

जखन हम रोबोट विषय पर विज्ञान लेख हेतु सामग्री एकत्रित करए लगलहुँ तखने एहि नाटकक सूत्र भेटल छल। अनुवाद लेल हम पॉल सेल्वरक अंग्रेजी संस्करणक उपयोग कएल। हम एकरा भावानुवाद कहबैक कारण किछु ठाम हम संवाद कें संक्षेपित सेहो कएल आ कतहु कतहु कथनोपकथन मे मामूली परिवर्तन कऽ कए किछु रोबोट पात्र कें हटा देल। तथापि मूल कृतिक आत्मा ओहिना राखल गेल अछि। अनुवादक उपयोगिता तऽ प्रबुद्ध पाठके सिद्ध करताह।

एकैसम शताब्दीक दोसर दशक मे विद्वान पाठक लोकनि लेल एकर कथावस्तु किछु पुरान तऽ जरूर लगतनि मुदा मुख्य बात जे ओहि समय मे कएल गेल कल्पना, रोबोट द्वारा मानव जातिक संहार, एखनहु प्रासंगिक अछि, अपितु कहि सकैत छिऐक जे आरो बेसी भयावह भऽ कए आबि गेल अछि। एखनुक रोबोट यांत्रिक जरूर अछि मुदा ओहि मे कृत्रिम ज्ञान (artificial intelligence, संक्षेप मे AI) प्रचुर मात्रा मे भरल गेल छैक। एहि क्षेत्र मे तीव्र गतिएँ जे विकास भऽ रहल छैक ताहि सँ एखनुक मानव समुदाय कतेक भयभीत अछि तकर उदाहरण लेल देखियौक विश्वक चारि टा नामी वैज्ञानिक द्वारा देल गेल ओहि चेतौनी कें – "Success in creating AI would be the biggest event in human history. Unfortunately it might also be the last, unless we learn how to avoid the risks." एहि चेतौनीक लेखक छथि कैम्ब्रिज विश्वविद्यालय के विश्व प्रसिद्ध वैज्ञानिक स्टीफेन हाउकिंग, कैलिफोर्निया विश्वविद्यालय बर्कलेक कम्प्यूटर विज्ञानी स्टुअर्ट रसेल, अमेरिकाक MIT के भौतिक विज्ञानी प्रोफेसर मैक्स टैगमार्क आ ओही ठामक नोबेल पुरस्कार विजेता भौतिक विज्ञानी फ्रैंक विल्जेक। एकर चर्चा मिथिला दर्शन मे रोबोट विषय पर हमर लेख मे नीक जकाँ कएल गेल।

इंटरनेट मे उपलब्ध पॉल सेल्वरक अंग्रेजी संस्करण मे कॉपीराइटक चर्चा नहि छैक। ओना तऽ मूल पुस्तक आ एहि अनुवाद कें प्रकाशित भेना सन्तानबे साल भऽ गेलैक आ हमरा जनतबें कॉपीराइटक अवधि शेष भऽ गेलैक तथापि यदि अज्ञानतावश हमरा सँ कोनो कानूनी गलती भऽ गेल होअए तऽ सम्बन्धित सब व्यक्ति सँ हम क्षमा चाहैत छी।

मुखपृष्ट लेल मूल RUR पुस्तकक छविक संग आधुनिक रोबोटक छवि मिलाकए चित्र तैयार केलनि हमर कार्यालयक कनिष्ठ सहकर्मी तुषार कान्ति दास। एहि लेल हुनक आभारी छी।

योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'

कलकत्ता, ज्येष्ठ पूर्णिमा 2017

# पात्र परिचय

मानव रूप

| | | |
|---|---|---|
| हैरी डोमिन | : | आर.यू.आर. कम्पनीक जेनरल मैनेजर |
| डा0 गैल | : | मनोवैज्ञानिक प्रयोग विभागक अध्यक्ष |
| मि0 फैब्री | : | जेनरल टेक्निकल मैनेजर |
| डा0 हॉलमेयर | : | मनोवैज्ञानिक प्रशिक्षण केन्द्रक मुखिया |
| मि0 आकिस्ट | : | मुख्य भवन निर्माता |
| कॉन्सुल बुसमैन | : | जेनरल बिजनेस मैनेजर |
| हेलेना ग्लोरी | : | राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरीक सुपुत्री आ यूरोपक मानवाधिकार संगठनक अध्यक्ष |
| नाना | : | हेलेना ग्लोरीक परिचारिका |

रोबोट रूप

| | | |
|---|---|---|
| सुला | : | महिला रोबोट, स्टेनो टाइपिस्ट |
| मारियस | : | पुरुष रोबोट |
| रेडियस | : | पुरुष रोबोट |
| प्राइमस | : | पुरुष रोबोट, हेलेनाक प्रेमी |
| हेलेना | : | महिला रोबोट, प्राइमसक प्रेमिका |

**अंक 1**

*यूरोपक मुख्य इलाका सँ दूर समुद्र मे एकटा टापू जकर नामे पड़ि गेलैक रोजुम टापू। रोजुम यूनिवर्सल रोबोट कम्पनीक केन्द्रीय कार्यालय। दहिना कात प्रवेश द्वार। सामनेक देवालक खिड़की सँ कारखानक चिमनीक कतार देखा रहल अछि। बामा कात अछि मैनेजर लोकनिक विभाग। जेनरल मैनेजर हैरी डोमिन एकटा पैघ अमेरिकन टेबुलक सामने घुमावदार कुर्सी पर बैसल छथि। हुनका बामा कातक देवाल पर रेल आ जहाजक मार्ग देखबैत पैघ नक्शा सब टाँगल अछि। दहिना कातक देवाल पर छपल विज्ञापन जेना "रोबोट लगाउ, उत्पादन बढ़ाउ" "रोबोट सबसँ सस्ता मजदूर अछि" आदि टाँगल अछि। देवालक सस्त वस्तुक विपरीत फर्श पर तुर्की सँ आनल कीमती कालीन ओछाओल अछि, आर कमरा मे कीमती सोफा, चमड़ाक कवर बला आर्मचेयर, फाइलिंग कैबिनेट आदि राखल अछि। खिड़की लग एकटा टेबुल पर हुनक स्टेनो सुला टाइपराइटर पर चिट्ठी टाइप करबा लेल उद्यत अछि।*

डोमिन — (सुला सँ, किछु लिखबैत) तैयार भऽ गेलें ?

सुला — हँ।

डोमिन — लिख – ई. एम. मैकवाइकर एण्ड कम्पनी, साउथैम्प्टन, इंगलैंड कें चिट्ठी "माल कें यात्रा मे नष्ट भेलाक कोनो गारंटी हम सब नहि लैत छी। जखने माल जहाज पर चढ़ाओल गेल छल, हमरा लोकनि अहाँक जहाजक कप्तान कें चेता देने छलिएनि जे ई जहाज रोबोट कें लऽ जेबा लेल ठीक नहि अछि। हम सब नष्ट भेल सामानक कोनो उत्तरदायित्व नहि लेब। – अपनेक विश्वासी, आर.यू.आर."

*(सुला, जे एतेक काल एकदम स्पन्दनहीन छल, एकाएक तीव्र गतिएँ टाइप करब शुरू केलक आ किछुए सेकण्ड मे चिट्ठी निकालि कए रुकि गेल)*

डोमिन — भऽ गेलौ?

सुला — जी।

डोमिन — एकटा आर लिख – ई. बी. हायसन एजेन्सी, न्यूयॉर्क, अमेरिका कें "पाँच हजार रोबोटक अपनेक ऑर्डर भेटल, बहुत धन्यवाद। अपने जे जहाज पठा रहल छी ताहि मे ओतबे मात्राक कोयला हमरा कम्पनी लेल पठा देब। एकरा हम रोबोटक दामक अग्रिम राशिक रूप मे राखि लेब। अपनेक विश्वासी, आर.यू.आर."।

*(सुला ओहिना एकाएक तीव्र गतिएँ टाइप कऽ लैत अछि)*

डोमिन — भऽ गेलौ ?

सुला — जी।

डोमिन — आब लिख फ्रेडरिक वर्क्स, हैम्बुर्ग जर्मनी कें "पन्द्रह हजार रोबोटक अपनेक ऑर्डर भेटल, बहुत धन्यवाद ...."। *(टेलीफोन बजैत अछि)* "हेलो, हम केद्रीय कार्यालय सँ बजैत छी .... हँ .... निश्चय .... हुनका टेलीग्राम पठा दियनु ... बेस" *(टेलीफोन रखैत छथि)* कतऽ छलहुँ हम ?

सुला पन्द्रह हजार रोबोटक अपनेक ऑर्डर भेटल।

डोमिन ठीक, पन्द्रह हजार रोबोटक अपनेक ऑर्डर भेटल *(मारियसक प्रवेश)*

डोमिन की बात मारियस ?

मारिअस अपने सँ भेंट करबा लेल एकटा महिला आएल छथि।

डोमिन महिला ? के छथि ओ ?

मारिअस हम नहि चिन्हैत छिएनि, ई कार्ड देलनि *(कार्ड दैत अछि)*

डोमिन *(कार्ड पढ़ैत)* ओ ! राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरी सँ !, हुनका लेने आबह।

*(मारियस बाहर दिश जाइत अछि, फेर प्रवेश करैत)*

मारिअस एम्हर बाटें आउ *(चेहरा कने झँपने हेलेना ग्लोरीक प्रवेश, मारियसक प्रस्थान)*

डोमिन *(ठाढ़ होइत)* आर.यू.आर. मे अपनेक स्वागत अछि। बैसल जाओ। की सेवा हमरा सँ ?

हेलेना अपने मि0 डोमिन, जेनरल मैनेजर छी ने ?

डोमिन जी

हेलेना हम आएल छी ...

डोमिन राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरीक पठाओल, बहुत नीक बात।

हेलेना राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरी हमर पिता छथि। हमर नाम भेल हेलेना ग्लोरी।

डोमिन मिस ग्लोरी, हमर अहोभाग्य जे राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरीक सुपुत्रीक स्वागत करबाक अवसर भेटल।

हेलेना हमरा बाहर तऽ ने भगा देब ?

डोमिन कहू तऽ एहनो कतहु होइक, अपने आराम सँ बैसू। सुला, तों बाहर जो।

*(सुलाक प्रस्थान)*

डोमिन कहू की सेवा हम कऽ सकैत छी ?

हेलेना हम आएल छी ...

डोमिन एहि कारखाना मे रोबोट कोना बनाओल जाइत छैक से देखबा लेल, सएह ने ? कोनो बात नहि

हेलेना हमरा लगैत छल जे ...

डोमिन कारखानाक भीतर जाएब मना छैक। ठीके, मुदा एतए सब दर्शक कोनो ने कोनो पैरवी लगाइये कऽ अबैत छथि।

हेलेना आ अपने हुनका सबकें ...

डोमिन किछुए चीज देखबैत छिएनि। रोबोट निर्माणकार्यविधि गुप्त छैक ने।

हेलेना यदि अपने बूझि सकितियैक जे ...

डोमिन एहि मे अपनेक कतेक उत्सुकता अछि सएह ने। पूरा यूरोप मे एखन एकरे चर्चा छैक।

हेलेना अहाँ हमरा अपन बात पूरा करए दिअऽ ने।

डोमिन नहि बुझलहुँ, अहाँ किछु दोसर बात करए चाहैत छी की ?

हेलेना हम पूछए चाहैत छलहुँ...

डोमिन जे अपने लेल अपवाद कएल जा सकैत छैक की नहि जाहि सँ पूरा कारखाना देखाओल जा सकए। सएह बात छैक ने मिस ग्लोरी ?

हेलेना अहाँ कोना बुझलियै जे हम सएह कहऽ चाहैत छी ?

डोमिन एतए सब एहिना कहैत छथि। मुदा हम अपने कें जरूर आन दर्शक सँ किछु विशेष देखा देब।

हेलेना धन्यवाद

डोमिन मुदा शर्त जे कतहु बजबैक नहि।

हेलेना हम वचनबद्ध भेलहुँ।

डोमिन की अहाँ अपन नकाब नहि उतारबैक ?

हेलेना ओह *(नकाब उतारैत छथि, डोमिन हुनका निहारैत छथि)* अपने सब कें एतए बहुत सावधान रहए पड़ैत अछि ने ?

डोमिन *(हुनका निहारिते)* हँ ... बात ... ई ...

हेलेना की बात छैक ?

डोमिन हम अपने कें एतए पाबि आह्लादित छी। जहाज पर कोनो कष्ट तऽ ने भेल ?

हेलेना नहि, किएक ?

डोमिन ओहिना ... बात ई छैक जे अपने एतेक नबकबारि छी !

हेलेना आब हम सब कारखाना चली ?

डोमिन अएँ ... हँ ... बाइस ?

हेलेना बाइस कथी ?

डोमिन अपनेक वयस।

हेलेना एकैस, मुदा ताहि सँ की ?

डोमिन कारण ... *(कने उत्साहित होइत)* अपने एतए किछु बेसी दिन रहबै कि ने ?

हेलेना से निर्भर करतैक एहि बात पर जे हमरा कतेक कारखाना देखबैत छी।

डोमिन ओह निश्चय, ... अपने कें सब किछु देखा देब मिस ग्लोरी। किन्तु पहिने एहि आविष्कारक खिस्सा नहि सूनए चाहब ?

हेलेना जरूर

डोमिन *(हेलेना दिस अनुराग भाव सँ देखैत)* 1920 इस्वीक बात छिऐक, शरीर क्रिया विज्ञानक विशेषज्ञ बूढ़ा रोजुम, जे ओहि समय युवा वैज्ञानिक छलाह, एहि दूर दराजक टापू पर मात्र समुद्री जीवक अध्ययन करबा लेल आएल छलाह। एतए ओ रसायनिक संश्लेषण सँ जीवक मूल तत्व प्रोटोप्लाज्म बनेबाक कोशिश केलनि। एहि काज मे हुनका भेटलनि एहन पदार्थ जे जीव जकाँ छल मुदा ओकर बनाबट दोसर छलैक। ई आविष्कार भेलैक 1932 इस्वी मे, अमेरिकाक खोजक ठीक चारि सौ चालीस साल बाद।

हेलेना अहाँ कें सबटा कण्ठस्थ अछि ?

डोमिन हँ, मुदा शरीर क्रिया विज्ञान हमर विषय नहि छी, की आरो सुनबैक ?

हेलेना जरूर

डोमिन एकर बाद बूढा रोजुम लिखलनि – " एखन तक प्रकृति मे जीव कें बनबैक एकेटा तरीका छलैक जकरा लोक ईश्वरक शक्ति बुझैत छल, मुदा हम आइ एकर विकल्पक आविष्कार केलहुँ जे अत्यधिक सरल आ विविधतापूर्ण छैक।"। अहाँ सोचि सकैत छिऐक मिस ग्लोरी ओ केहन महत्वपूर्ण क्षण रहल हेतैक – वैकल्पिक विधि सँ जीवनक निर्माण, वैकल्पिक मानव !

हेलेना आश्चर्य !

डोमिन मुदा आब समस्या उठलैक परखनली सँ बाहर पूर्ण मानव कोना बनत ? माने कोना हाड़, माँस, विभिन्न अंग प्रत्यंग आ फेर उत्प्रेरक, एन्जाइम, हॉर्मोन आदि बनाओल जाएत। बुझलियैक ने ?

हेलेना किछु नहि बुझलियैक।

डोमिन कोनो बात नहि। देखियौक, अपना रसायनक सहायता सँ ओ किछु कीड़ा मकोड़ा तऽ निश्चिते बना सकैत छलाह मुदा ओ एके बेर मे मनुक्खे बनेबाक प्रयास करए लगलाह। एतहि समस्या ठाढ़ भेलैक।

हेलेना कोन समस्या ?

डोमिन प्रकृतिक नकल करबाक। पहिने ओ एकटा कृत्रिम कुकुर बनौलनि, जाहि मे बहुत समय लगलैक आ अन्त मे बनलैक जे पिल्ला से किछुए दिन मे मरिओ गेलैक। म्यूजियम मे हम ओ देखाएब अहाँ कें। आ तकर बाद सीधे ओ लगलाह मनुक्ख बनबै मे।

हेलेना अहाँ कहैत छी ई बात हमरा गुप्त राखै लेल ?

डोमिन हँ, ककरो नहि कहबाक अछि।

हेलेना जे बात यूरोप आ अमेरिकाक सब स्कूलक पाठ्यक्रम मे छैक आ सबकें बूझल छैक !

डोमिन ठीक, मुदा जे स्कूलक किताब मे नहि लीखल छैक, जेना कि बूढ़ा रोजुम बताह छलाह। हमर बात मानू जे ई ककरो कहबाक नहि छैक जे ओ असली मनुक्ख बनबै चाहैत छलाह।

हेलेना मुदा अहाँक कारखाना मे मनुक्ख तऽ बनिते अछि।

डोमिन असली नहि, लगभग ओहन। मुदा बूढ़ा रोजुम कें ओ पसिन्न नहि छलनि, ओ तऽ पूर्ण अनीश्वरवादी छलाह आ ईश्वरक सत्ता कें मानिते नहि छलाह। तें ओ मनुक्ख बना कए देखा देबऽ चाहैत छलखिन जे ईश्वरक कोनो काज नहि छैक। शारीरिक संरचनाक बारे मे अहाँ कें किछु बूझल अछि ?

हेलेना बहुत थोर।

डोमिन हमरहु बेसी नहि बूझल अछि। मुदा देखियौक बूढ़ा रोजुम बहुत दुस्साहसक काज केलनि आ करीब दस बरखक मेहनतिक बाद कहुना एकटा मनुक्ख जकाँ जीव बनौलनि जे मात्र तीन दिन तक जीबैत रहल। इहो हम म्यूजियम मे अहाँ कें देखाएब। तकर बाद एलाह हुनक भातिज युवा रोजुम। युवा रोजुम बड़ प्रतिभाशाली इंजीनियर छलाह । ओ चाचा कें कहलखिन "यदि प्राकृतिक मनुक्खक तुलना मे अहाँ जल्दी अपन मनुक्ख नहि बना सकैत छी तखन एहन ज्ञानक काजे की ?" ओ स्वयं तखन मानवीय शरीर संरचना सीखऽ लगलाह।

हेलेना एकरा बारे मे स्कूलक किताब मे किछु नहि लीखल छैक।

डोमिन ठीके, स्कूलक किताब सब खाली विज्ञापन सँ भरल रहैत छैक आर किछु निकृष्ट सामग्री। रोजुम चाचा-भातिजक संयुक्त प्रयासक बारे मे जे किताब मे लिखल छैक से मात्र कपोल कल्पना छैक। असल मे हुनका दूनू मे सदिखन झगड़ा होइते रहैत छलनि। बूढ़ा औद्योगिक बात किछु बुझैत नहि छलखिन आ अपना जिद पर अड़ल रहैत छलाह जे ईश्वरक रचनाक सदृश मानव बनाइये कए रहताह। फेर भातिज हुनका अपन प्रयोगशाला मे बन्द कऽ देलखिन आ अपने एकटा इंजीनियरक दृष्टिकोण सँ मानव निर्माणक काज मे लागि गेलाह। बूढ़ा ओही प्रयोगशाला मे दूटा दुर्घटना करैत एक दिन अपन जीवनलीला समाप्त केलनि।

हेलेना आ युवा इंजीनियर कें की भेलनि ?

डोमिन ओ बुधियारी सँ अपन काज करैत गेलाह। अहाँ ध्यान दियौक जे मानव शरीरक संरचना बहुत क्लिष्ट छैक। आ सबटा अंगक उपयोग होइतो नहि छैक। युवा रोजुम एकरा सरल करबाक प्रयास मे लगलाह, जे किछु छोड़ल जा सकैत छलैक तकरा हटबैत गेलाह। अहाँ बोर तऽ ने भऽ रहल छी ?

हेलेना नहि, नहि, अपितु ई खिस्सा तऽ अत्यधिक मनोरंजक छैक, कहैत रहू।

डोमिन युवा रोजुम सोचलनि "मानव कें खुशीक बोध होइत छैक, ओ पियानो बजबैत अछि, टहलए जाइत अछि आ एहिना बहुत रास बेकारक काज करैत अछि"

हेलेना ओ !

डोमिन यदि ककरो सिलाइ बुनाइ करबाक छैक आ कि खाता लिखबाक छैक तऽ उपरका काज सब अनावश्यक भऽ जाइत छैक ने। की अहाँ पियानो बजबैत छी ?

हेलेना हँ।

डोमिन बहुत नीक, मुदा काज केनिहार मसीन कें पियानो बजबै सँ आ कि खुसी हेबा सँ कोन काज ? बूझि रहल छिऐक मिस ग्लोरी ? अहाँक विचार सँ कोन तरहक चाकर सबसँ नीक होएत ?

हेलेना जे सबसँ काजुल आ इमानदार होअए।

डोमिन नहि, जे सबसँ सस्ता होअए, जकर जरूरति न्यूनतम रहैक। युवा रोजुम एहने चाकरक आविष्कार केलनि। तें मानव संरचना कें सरल करबाक जरूरति भेलैक। ओ एहन सबटा अंग कें हटा देलखिन जे काज करबा मे सहायक नहि छलैक - अनेरे एहन अंग सब मानव कें बेसी महग बना दैत छलैक। वास्तव मे ओ मानव कें त्यागि रोबोट बनौलनि। ध्यान दियौक मिस ग्लोरी, रोबोट मानव नहि छिऐक। क्रियात्मक रूपें ओ मानव सँ बेसी सुधरल अछि, ओकर बुद्धि सेहो बेसिए छैक मुदा ओकरा आत्मा नहि छैक।

हेलेना कोना बुझलियैक ओकरा आत्मा नहि छैक ?

डोमिन अहाँ रोबोट कें भीतर सँ देखलियैक अछि कहियो ?

हेलेना नहि।

डोमिन बहुत सरल, सुधरल बनाबट, वास्तव मे कोनो इंजीनियरक उत्तम कृति। ओकरा भीतर सब किछु बहुत सोझ आ व्यवस्थित तरीका सँ सजाओल रहैत छैक। एक हिसाबें प्राकृतिक रचना सँ बेसी नीक।

हेलेना मुदा मानव तऽ ईश्वरक रचना छिऐक।

डोमिन तें ने खराप। ईश्वर कें आधुनिक इंजीनियरिंग के कोनो ज्ञान छलनिए नहि। की अहाँ विश्वास करबै जे युवा रोजुम सेहो ईश्वर सँ आगू बढ़बाक प्रयास केलनि ?

हेलेना से कोना ?

डोमिन ओ दैत्याकार सुपर-रोबोट बनाएब शुरु केलनि – बारह फुट लम्बा। मुदा असफल रहलाह।

हेलेना असफल ?

डोमिन हँ, ओहि सुपर-रोबोटक अंग सब टूटि कए खसऽ लगलैक। कारण ई धरती ओहन दैत्य कें सम्हारैक लेल बनले नहि छैक। तखन ओ साधारण मानवक आकारक रोबोट पर ध्यान देलनि। एखन हम सब ओहने रोबोट बनबैत छी जे एकदम मनुक्खे जकाँ देखबा मे लागत।

हेलेना हम अपना शहर मे पहिल बेर रोबोट देखने छलियैक। मुनिसपैलेटी द्वारा ओकरा शहरक सफाइ काज मे लगाओल गेल छलैक। ओ विचित्र आ शान्त छल।

डोमिन हमरा कारखाना मे अनेक प्रकारक रोबोट बनाओल जाइत छैक – साधारणो आ बहुत नीक क्वालिटीक सेहो। नीक रोबोट बीस साल तक चलत।

हेलेना तकर बाद ओ मरि जाइत छैक ?

डोमिन मरब नहि कहबैक, बेकार भऽ जाइत छैक। कोनो मसीन एकटा अवधि के बाद बेकार भइये जाइत छैक ने।

हेलेना की अहाँ सब महिला रोबोट सेहो बनबैत छिऐक ?

डोमिन हँ, किछु काज लेल ओकर माँग छैक, जेना स्टेनो, सेल्सगर्ल, घरेलू परिचारिका आदि। लोक महिलाक अभ्यस्त भऽ गेल अछि ने। अहाँ हमर टाइपिस्ट कें देखलियैक ? *(सुला कें बजबैत छथि)*

हेलेना ध्यान नहि देलियैक *(सुलाक प्रवेश)*

डोमिन सुला, मिस ग्लोरी तोरा देखए चाहैत छथुन।

हेलेना *(सुला कें सम्बोधित करैत)* बहुत खुशी भेलहुँ अहाँ कें देखि। एतए अहाँ कें नीक तऽ नहिए लगैत होएत ?

सुला हमरा नहि बूझल अछि मिस ग्लोरी।

हेलेना अहाँक जन्म कोन शहर मे भेल ?

सुला एतहि कारखाना मे।

हेलेना ओ, एतहि अहाँक जन्म भेल !

सुला हम कारखाना मे बनाओल गेलहुँ।

हेलेना की कहलियैक ?

डोमिन *(हँसैत)* सुला उत्तम कोटिक रोबोट अछि मिस ग्लोरी।

हेलेना की बजै छी ?

डोमिन ठीके, एहि बात सँ सुला तमसाइत नहि अछि। देखियौक हम सब रोबोटक त्वचा कतेक नीक बनबैत छिऐक *(सुलाक गाल छुबैत छथि)* अपनहि छूबि कए जाँचि लियौक।

हेलेना नै, *(हड़बड़ी मे ठाढ़ भऽ जाइत छथि)*

डोमिन अहाँ अपना आ सुलाक त्वचा मे अन्तर बुझिए नहि पेबै। *(सुला कने पाछू घूमि जो आ मिस ग्लोरी सँ गप कर)*

सुला बैसि जाउ मिस ग्लोरी *(हेलेना बैसि जाइत छथि)* एतए अबै मे जहाज पर कोनो कष्ट तऽ नहि भेल ?

हेलेना बिल्कुल नहि।

सुला घुरती मे आमेलिया जहाज सँ नहि जाउ, मौसम बदलि रहल छैक। पेन्सिलवानिया जहाजक प्रतीक्षा करू। ओ पैघ आ शक्तिशाली जहाज छैक।

डोमिन ओकर गति कतेक छैक ?

सुला बीस नॉट। पचास हजार टन ओजनक ई जहाज नवीनतम अछि मिस ग्लोरी।

हेलेना धन्यवाद।

डोमिन सुला, मिस ग्लोरी कें अपन फ्रेंच भाषाक ज्ञानक बारे मे किछु बता दहुन।

हेलेना *(सुला सँ)* अहाँ फ्रेंच जनैत छी ?

सुला हम चारि भाषा जनैत छी मिस - चेक भाषाक अतिरिक्त अंग्रेजी, फ्रेंच आ जर्मन।

हेलेना *(चौंकैत आ कुर्सी सँ कुदैत)* सब बकबास छी, सुला कोनो दशा मे रोबोट भैए नहि सकैत छथि। ओ हमरे जकाँ महिला छथि। सुला अहाँ किएक लोक कें भ्रम मे फँसा रहल छियैक?

सुला हम रोबोट छी।

हेलेना नहि, अहाँ झूठ बजैत छी। प्रचार करबा लेल अहाँ कें एना सिखाओल गेल अछि। सत्त बाजू, अहाँ हमरे जकाँ एकटा महिला छी ने।

डोमिन नहि मिस ग्लोरी, सुला सत्ते रोबोट अछि।

हेलेना बिल्कुल झूठ।

डोमिन तखन हमरा प्रमाणित करहिं परत *(घंटी बजबैत छथि, मारियसक प्रवेश)* मारियस, सुला कें चीरफार बला कमरा मे लऽ जो आ ओकर भीतरक भाग खोलि दहीक।

हेलेना कतऽ लऽ जेतैक ?

डोमिन चीरफार बला कमरा मे। ओतए अहाँ भितरका अंश स्पष्ट रूप सँ देखि सकबैक।

हेलेना नहि नहि, एना नहि करियौक।

डोमिन मुदा अहाँ हमरा पर झूठ बजबाक अभियोग लगौलहुँ।

हेलेना तैयो हम सुला कें मरए नहि देबैक।

डोमिन मसीन कें मारल नहि जा सकैत छैक।

हेलेना *(सुला सँ)* अहाँ डराउ नहि सुला, हम अहाँ कें जाए नहि देब। कहू तऽ हमरा, की अहाँ पर एहिना अत्याचार होइत रहैत अछि ?

सुला हम रोबोट छी।

हेलेना ताहि सँ की ? रोबोट हमरे सब जकाँ तऽ होइत छैक। अहाँ अपना कें टुकड़ी टुकड़ी मे काटऽ देबैक ?

सुला हँ।

हेलेना अहाँ कें मरबाक डर नहि अछि ?

सुला हम किछु नहि कहि सकैत छी।

हेलेना अहाँ कें बूझल अछि ओतए अहाँ कें की दशा होएत ?

सुला, हँ, हम चलि फिरि नहि सकब।

हेलेना कतेक घृणित बात !

डोमिन मारियस, मिस ग्लोरी कें बता दहुन तों की छें।

मारियस हम रोबोट छी।

डोमिन तों सुला कें कटै लेल लऽ जेबही ?

मारियस हँ।

डोमिन एहि लेल तोरा दुख नहि हेतौक ?

मारियस हम नहि कहि सकैत छी।

डोमिन ओकर की दशा हेतैक ?

मारियस ओ चलि फिरि नहि सकत। तकर बाद ओकरा चूरैबला मसीन मे दऽ देल जेतैक।

हेलेना लेकिन से तऽ भेल मरब। अहाँ के मरबा सँ डर नहि होइत अछि ?

मारियस नहि।

डोमिन देखियौक मिस ग्लोरी, रोबोट कें जिनगीक प्रति कोनो मोह नहि छैक। ओकरा लेल हँसी खुशीक कोनो अर्थ नहि छैक।

हेलेना बन्द करू ई नाटक, सब कें हटा दियौक।

डोमिन सुला, मारियस, तों सब बाहर जो। *(सुला आ मारियसक प्रस्थान)*

हेलेना *(उत्तेजित होइत)* ओह कतेक विचित्र आ घृणास्पद !

डोमिन शान्त होउ मिस ग्लोरी, एतए खिड़की लग आउ, देखियौक।

हेलेना *(खिड़की लग आबि देखैत)* हँ, राज मिस्त्री सब।

डोमिन रोबोट सब, एतए हमर सब काज केनिहार रोबोट अछि। ओतए दूर मे देखियौक।

हेलेना कोनो ऑफिस छिऐक।

डोमिन गिनती घर, आ ओहि मे ...

हेलेना किछु अधिकारी लोकनि रहैत छथि ।

डोमिन सबटा रोबोट, एतए सबटा अधिकारी रोबोट छथि। *(ताबत कारखाना मे घंटा बजैत छैक)* दुपहरिया भऽ गेल। हमरा घंटा बजबऽ पड़ैत अछि कारण रोबोट नहि ने बुझतैक काज कखन बन्द करबाक चाही। दू घंटा बाद हम अहाँ के मसाला मिलबै बला नादि देखा देब।

हेलेना नादि ?

डोमिन हँ, एक एकटा नादि मे हम सब करीब एक हजार रोबोट लेल मसाला मिलबै छिऐक। तखन हौज सब छैक जाहि मे लिवर (यकृत), मस्तिष्क आदि बनाओल जाइत छैक। हाड़ बनबैक लेल अलग कारखाना छैक। आ फेर चरखी ...

हेलेना चरखी ?

डोमिन हँ, नस आ आँतक नली बनबै लेल। कोसक कोस पाचन नली एके बेर मे चरखी सँ निकलि जाइत छैक।

हेलेना *(वितृष्णाक भाव देखबैत)* की हम सब कोनो दोसर विषय पर गप कऽ सकैत छी ?

डोमिन जरूर जरूर। असल मे हम सब एतए करीब एक लाख रोबोटक बीच किछुए मनुक्ख छी सेहो सब पुरुषे, महिला एकोटा नहि। कखनहु कें लगैत अछि हम सब अभिशप्त छी मिस ग्लोरी।

हेलेना हमरा बहुत ग्लानि भऽ रहल अछि जे अहाँ पर झूठ बजबाक अभियोग लगेलहुँ।

डोमिन चिन्ता नहि करू, एना पहिनहुँ भेलैक अछि। *(दरबाजा ठकठकेबाक शब्द)*
के छी? भीतर आउ।
*(दहिना कात सँ मि0 फैब्री, डा0 गैल, डा0 हॉलमेयर आ मि0 आकिस्टक प्रवेश)*

गैल माफ करू, हम सब कोनो बाधा तऽ ने देलहुँ ?

डोमिन नहि नहि, अबै जाउ। मिस ग्लोरी, ई चारू हमर सहकर्मी छथि आकिस्ट, फैब्री, गैल आ हॉलमेयर। *(नवागन्तुक सब कें सम्बोधित करैत)* ई महिला छथि राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरीक सुपुत्री हेलेना।

हेलेना सब गोटे कुशल छी ने ?

फैब्री हमरा सब कें बूझल नहि छल ...

गैल अहोभाग्य हमरा सबहक ...

आकिस्ट एतए स्वागत अछि अहाँक मिस ग्लोरी ... *(दहिना कात सँ बुसमैनक प्रवेश)*

बुसमैन अरे, की भऽ रहल छैक ?

डोमिन आउ आउ बुसमैन। ई छथि हेलेना, राष्ट्राध्यक्ष ग्लोरीक सुपुत्री।

बुसमैन अरे वाह ! मिस ग्लोरी, अहाँ तऽ चुपेचाप एलहुँ। अखबार मे खबरि पठा दिऐक की ?

हेलेना नहि नहि, एना नहि करियौक।

डोमिन बैसैत जाउ सब गोटे।

बुसमैन *(कुर्सी कें हेलेना दिश घीचैत)* माफ करू ...

गैल कने एम्हर ...

फैब्री हमर गप ...

आकिस्ट	अबै मे कोनो परेशानी तऽ नहि भेल ?

गैल	अहाँ किछु दिन रहबै ने ?

फैब्री	कारखाना केहन लागल ?

हॉलमेयर	की अहाँ आमेलिया जहाज सँ एलहुँ ?

डोमिन	सब शान्त भऽ कए बैसू आ मिस ग्लोरी कें बाजऽ दियनु।

हेलेना	*(डोमिन सँ)* की गप करियनु हिनका सब सँ ?

डोमिन	जे इच्छा होअए।

हेलेना	मोनक बात किछु साफ साफ कही ?

डोमिन	जरूर

हेलेना	*(पहिने कने धखाइत फेर निधोख भऽ कए)* कहै जाउ अपने सब कें एतुका व्यवहार सँ कनेको कष्ट नहि होइत अछि ?

फैब्री	ककर व्यवहार ?

हेलेना	किएक ? सब के ।

आकिस्ट	कोन तरहक व्यवहार ?

गैल	अहाँ किएक एना सोचैत छिऐक ?

हेलेना	की अहाँ सब एहि सँ नीक जिनगी नहि जीबि सकैत छलहुँ ?

गैल	ई तऽ अपन अपन विचार पर निर्भर करैत छैक।

हेलेना	एतुका व्यवहार एकदम घृणास्पद आ निकृष्ट अछि। *(उत्तेजना मे कुर्सी सँ उठि जाइत छथि)* पूरा यूरोप मे एकरे चर्चा छैक। हम सएह देखबा लेल आएल छी। एतए आर खरापे देखलहुँ। अहाँ सब कोना बर्दास्त करैत छिऐक ?

आकिस्ट	कथी कें बर्दास्त ?

हेलेना	एना अनजान किएक बनै जाइ छी। अहाँ सब हमरे सब जकाँ मनुक्ख छी तैयो एहन अमानवीय दशा मे किएक रहैत छी ?

बुसमैन	की बाजि रहल छी अहाँ ?

फैब्री	ठीके तऽ कहैत छथुन ओ, हम सब तऽ रेड इंडियन जकाँ रहैत छी एतए।

हेलेना	ताहू सँ खराप ... की हम अहाँ सब कें बन्धु सँ सम्बोधित कऽ सकैत छी ?

बुसमैन	जरूर।

हेलेना	बन्धुवर, हम एतए राष्ट्राध्यक्षक पुत्री बनि नहि एलहुँ। हम एतए मानवाधिकार संगठन दिस सँ आएल छी। एहि संगठन मे करीब दू लाख सदस्य छथि जे अहाँ लोकनिक पक्ष मे मदति करबा लेल ठाढ़ छथि।

बुसमैन	दू लाख ! बहुत बेसी भेलैक।

फैब्री	हम तऽ सब दिन सँ कहैत छी हमर यूरोप बहुत नीक अछि। देखियौ, ओ सब हमरा सबहक मदति लेल तैयार छथि।

गैल	कोन तरहक मदति ? थियेटर ?

हॉलमेयर ऑर्केस्ट्रा ?

हेलेना ओहि सब सँ बहुत बेसी।

आकिस्ट अहाँ अपने ?

हेलेना हमर बात छोड़ू, हमरा लेल जतेक दिनक जरूरति हेतैक, हम रहबा लेल तैयार छी।

बुसमैन से तऽ बहुत नीक हेतैक।

आकिस्ट डोमिन, हम गेस्ट हाउस मे मिस ग्लोरी लेल सबसँ बढ़िया कमरा तैयार करऽ जा रहल छी।

डोमिन कने थम्हू, हमरा लगैत अछि जे मिस ग्लोरी अहाँ सब कें रोबोट बूझि लेलनि अछि।

हेलेना उचिते ने।

डोमिन नहि मिस ग्लोरी, ई लोकनि रोबोट नहि, हमरे अहाँ जकाँ मनुक्ख छथि।

हेलेना अहाँ लोकनि रोबोट नहि छी ?

बुसमैन नहि।

हॉलमेयर रोबोटए बूझि लिअऽ, कोन फर्क पड़तैक।

गैल नहि नहि, रोबोट किएक ?

फैब्री मजाक नहि, हम सत्ते कहैत छी, हम सब रोबोट नहि छी।

हेलेना *(डोमिन सँ)* तखन अहाँ किएक हमरा कहलहुँ जे एतुका सब अफसर रोबोट छथि ?

डोमिन अफसर उचिते मुदा मैनेजर नहि ने। मिस ग्लोरी, हमरा अपन सहकर्मी लोकनिक परिचय देबऽ दिअऽ – ई छथि मि0 फैब्री – जेनरल टेक्निकल मैनेजर, डा0 गैल – मनोवैज्ञानिक प्रयोग विभागक अध्यक्ष, डा0 हॉलमेयर – मनोवैज्ञानिक प्रशिक्षण केन्द्रक मुखिया, कॉन्सुल बुसमैन – जेनरल बिजनेस मैनेजर आ मि0 आकिस्ट – मुख्य भवन निर्माता।

आकिस्ट *(अपनहि सँ)* नहि नहि, हम छी मात्र घर बनौनिहार मिस्त्री।

हेलेना *(घबराएल)* हमरा सँ बर पैघ गलती भऽ गेल।

आकिस्ट कोनो बात नहि, अहाँ शान्त भऽ जाउ आ बैसू।

हेलेना हम एकदम्मे मूर्ख छी, हमरा अगिले जहाज सँ घुरा दिअऽ।

गैल अरे एना किएक ? किएक घुरा दिअऽ ?

हेलेना कारण जे हम अहाँ लोकनिक रोबोट कें भड़कबै लेल एलहुँ।

डोमिन मिस ग्लोरी, एतए पहिनहि बहुत तरहक तारनिहार सब पहुँच चुकल छथि। हरेक जहाज सँ कोनो ने कोनो पादरी, मिसन के नेता, मुक्तिवाहिनीक सदस्य, आर की की नै पहुँचिते रहैत छथि। आश्चर्य जे यूरोप मे कतेक प्रकारक चर्च आ बदमास सब भऽ गेल छैक।

हेलेना आ ओहि सब कें अहाँ सब रोबोट सँ बात करए दैत छिऐक ?

डोमिन हँ, किएक नहि ? रोबोट सब के बात सुनैत अछि आ मोनो रखैत अछि, बस एतबे। ओ सब ककरो बात पर हँसबो नहि करैत अछि, कोनो भाव तऽ व्यक्त करबे नहि करैत अछि । यदि अहूँक इच्छा अछि तऽ हम रोबोट भंडार लेने जाएब, ओतए करीब तीन लाख रोबोट भेटत अहाँकें।

बुसमैन तीन लाख सैंतालीस हजार चारि सौ तेइस आजुक तारीख मे।

डोमिन ठीक, आ अहाँ कें जे इच्छा होए से कहि सकैत छिऐक। ओकरा सब लग बाइबिल के पाठ कऽ सकैत छी, खिस्सा पिहानी सुना सकैत छी, मानवाधिकारक शिक्षा दऽ सकैत छी।

हेलेना बर बेस, यदि हुनका सबहक प्रति कने स्नेहभाव देखाओल जाए।

फैब्री असम्भव, रोबोट सँ स्नेहभाव ! संसार मे एहि सँ कठिन कोनो काज नहि छैक मिस ग्लोरी।

हेलेना तखन एतेक रोबोट बनबैते किएक छिऐक ?

बुसमैन *(जोर सँ हँसैत छथि)* बहुत बढ़िया प्रश्न, रोबोट बनबैते किएक छिऐक।

फैब्री काज करबा लेल मैडम, जनैत छिऐक एकटा रोबोट अढ़ाइ टा मनुक्खक काज करतैक। भगवानक बनाओल मनुष्य बहुत बेकार आ महग भऽ गेल अछि।

बुसमैन आधुनिक इंजीनियरिंग के जे आवश्यकता छैक से प्राकृतिक मनुष्य कें बुझले नहि छैक। कतेक खर्चीला ! उदाहरण के लेल नेनपनक चौदह पन्द्रह साल एकदम बेकार चल गेल ने। एतेक समय नष्ट भेल, खर्चा सेहो भेल।

हेलेना एना नै कहियौ ।

फैब्री जाए दियौक, आब कहू जे अहाँक संगठनक उद्देश्य की अछि ?

हेलेना एकर मुख्य उद्देश्य छैक - रोबोटक रक्षा - आर ओकरा प्रति नीक व्यवहार।

फैब्री बहुत नीक बात। हमरो सब कें मसीनक संग दुर्व्यवहार नहि नीक लगैत अछि। ओकर व्यवहार ठीक तरीका सँ हेबाके चाही। मिस ग्लोरी, हम सब गोटे अहाँक संगठनक सदस्य बनि जाए चाहैत छी।

हेलेना नहि नहि, अहाँ सब हमर बात नहि बुझलियै - हमरा संगठनक मुख्य लक्ष्य अछि रोबोट कें स्वतंत्र केनाइ।

हॉलमेयर से कोना करऽ चाहैत छी ?

हेलेना ओकरा संग मनुष्य जकाँ व्यवहार करबाक चाही।

हॉलमेयर अच्छा ! तऽ ओ सब भोट देत, बीयर पीबत, हमरा सब कें काज अढ़ाओत ?

हेलेना ओ सब बीयर किएक ने पीबत ?

हॉलमेयर हूँ ... आ ओकरा सब कें दरमाहा सेहो भेटबाक चाही।

हेलेना उचिते ने।

हॉलमेयर नीक विचार, आ ओ सब टाका सँ करत की ?

हेलेना जे मोन हेतैक से कीनत।

हॉलमेयर से तऽ नीके होइतैक, एकेटा समस्या छैक जे ओकरा सबकें कोनो चीजक इच्छा होइते नहि छैक। अहाँ ओकरा नीक निकुत खुआ दियौक आ कि उसना, ओकरा लेल धनसन। आइ तक रोबोट कें हँसैत कियो देखबे नहि केलक।

हेलेना लेकिन अहाँ ओकरा सब कें खुशी किएक ने राखए चाहैत छिऐक ?

हॉलमेयर कोना करबैक ? ओ सब खाली काजेटा बुझैत छैक।

हेलेना किन्तु ओकरा सब के दिमाग तेज छैक।

हॉलमेयर एकदम ठीक, मुदा ओकरा सब के कोनो इच्छा छैके नहि, ओकर कोनो आत्मा नहि छैक।

हेलेना कोनो आन लक्षण, विकृति सेहो नहि ?

हॉलमेयर कोनो खास नहि, एकाध बेर कोनो रोबोट मे मिरगीक लक्षण। एहन दशा मे रोबोट एकाएक सब चीज कें फेकि देत, दाँत कटकटबए लागत, मुह सँ फेन बहराए लगतैक आ शून्य मे ताकऽ लागत। तखन बूझि लिऔ जे ओकरा चूरैबला मसीन मे पठा देबाक चाही।

डोमिन बूझि लिऔ काज मे खरापी कें ठीक करबा लेल।

हेलेना नहि नहि, ओएह तऽ ओकर आत्मा छिऐक।

फैब्री अहाँ की कहऽ चाहैत छी जे ओकर आत्मा दाँते कटकटेनाइ सँ प्रकट होइत छैक ?

हेलेना भऽ सकैत छैक ई ओकर एक प्रकारक विद्रोह होइ। कोनो संकेत जे ओकरा भीतर कोनो संघर्ष चलि रहल छैक। यदि कोनो औषधि दितियैक !

डोमिन ओकर उपचार भऽ जेतैक, डा0 गैल एहि दिशा मे किछु प्रयोग कऽ रहल छथि।

गैल नहि डोमिन, हम एखन दर्द बूझै बला नर्व्स पर काज कऽ रहल छी।

हेलेना दर्द बूझै बला नर्व्स ?

गैल हँ, रोबोट कें शारीरिक दर्दक कोनो बोध छैके नहि। ओकर तंत्रिका (nervous) पद्धति अविकसित रहि गेलैक।

हेलेना मुदा ओकरा दर्द किएक देबऽ चाहैत छिऐक ?

गैल ओहो औद्योगिक कारणें। देखियौ कखनहु कए कोनो रोबोट अपने अंग कें नष्ट कऽ लैत अछि कारण ओ बुझिते नहि छैक जे ई हानिकारक छैक। जेना कि आँगुर तोड़ि लेत, देवाल मे माथ पटकि लेत जाहि सँ ओकर बनाओल सामान खराप हेबाक आशंका रहैत छैक। दर्दक अनुभव भेला सँ एना ओ नहि करत ने।

हेलेना तखन ओ सब की बेसी खुशी रहत ?

गैल खुशीक बात नहि छैक, इंजीनियरिंग दृष्टिकोण सँ ओ सब उन्नत भऽ जाएत।

हेलेना अहाँ ओकरा सब के आत्मा किएक नहि बना दैत छिऐक ?

फैब्री ओकर काजे कोन ?

बुसमैन फेर तऽ बनबैक खर्चो बहुत बढ़ि जेतैक ने। मैडम अहाँ कें नहि बूझल अछि जे हम सब कतेक सस्ता रोबोट बना रहल छिऐक। मात्र डेढ़ सौ डॉलर मे कपड़ा लत्ता सहित, जे पन्द्रह साल पहिने दस हजार डॉलर मे बिकाइत छलैक। पाँच साल पहिने हम सब ओकरा लेल कपड़ा बजार सँ कीनैत छलहुँ, आइ सब किछु अपनहि बनबैत छी आ दोसर कारखानाक तुलना मे पाँच गुणा सस्त दाम पर निर्यात सेहो करैत छी। कहू तऽ अहाँ एक मीटर कपड़ाक दाम कतेक दैत छिऐक ?

हेलेना हमरा नहि बूझल अछि।

बुसमैन आश्चर्य, मानवाधिकार संगठनक अध्यक्ष कें एतबो नहि बूझल छनि । बूझि लिऔ सब किछु के दाम घटि कए एक तिहाइ भऽ गेलैक अछि। आर घटबे करतैक।

हेलेना हम किछु नहि बुझलहुँ।

बुसमैन एतबो नहि बुझलियैक जे मजदूरक खर्चा कम भऽ गेलैक अछि। एकटा रोबोट पर मात्र पचास पैसा प्रति घंटा खर्चा छैक। भेटत एतेक कम खर्चा मे कोनो काज करऽ बला मनुक्ख ? संसारक सब कम्पनी कें रोबोट लगबहिं पड़तैक उत्पादनक खर्चा कम करबा लेल।

हेलेना आ मनुक्ख जे छैक तकर छँटनी कऽ देल जेतैक ?

बुसमैन उचिते। मुदा चिन्ता नहि करू। एहि बीच हम सब अर्जेन्टाइना के पम्पा इलाका मे अन्न उपजबै लेल पाँच लाख रोबोट पठा देलियैक अछि। अहाँ एक पाउन्ड ब्रेड कतेक मे कीनैत छी ?

हेलेना नहि पता।

बुसमैन हमहीं कहैत छी – यूरोप मे आब मात्र एक टाका मे एक पाउन्ड ब्रेड भेटैत छैक। आ केहन आश्चर्य जे मानवाधिकार संगठन कें कोनो खबरिये नहि ! मैडम, ईहो एखन महगे छैक। हमरा हिसाबें पाँच साल मे सब चीजक दाम दस गुणा घटि जेतैक।

डोमिन ठीके, आ ईहो बूझि लियौ मिस ग्लोरी जे दस साल मे हमरा सबहक एहि कारखाना मे एतेक अन्न उपजतैक एतेक कपड़ा बनऽ लगतैक आर सब किछु तहिना पर्याप्त भऽ जेतैक जे सब किछु प्राय: फ्री भेटऽ लगतैक। संसार मे कतहु गरीबी नहि रहतैक, सबटा काज रोबोट करतैक आ मनुष्य एकदम स्वतंत्र भऽ जाएत। तखन सब अपना कें पूर्ण बनबै मे लागि जाएत। कला, संगीत आदि मे समय देत।

हेलेना अच्छा ?

डोमिन बिल्कुल। एना हेबाके छैक। तखन कोनो मनुष्य ककरो शोषण नहि करतैक, कियो गुलाम नहि बनाओल जाएत, रोबोट सब भिखमंगो कें पएर धोतैक आ ओकर बिछौना ठीक करतैक।

आकिस्ट कने लगाम लगाउ डोमिन अपना कल्पनाक एहि घोड़ा पर। सेवा आ नम्रता मनुष्यक उच्च कोटिक गुण छलैक से नहि बिसरियौक।

डोमिन सम्भव, मुदा जखन किछु क्रांतिकारी काज करबा लेल आगू बढबै तऽ किछु नीक पाछू छुटबे करतैक। जखन रोबोट सब काज सम्हारि लेतैक तखन मनुष्य अपना कें उच्च श्रेणीक कला मे विकसित करत।

हेलेना हम तऽ किंकर्तव्यविमूढ़ भऽ गेलहुँ। हमरा ई सब विश्वास करहिं परत।

गैल मैडम अहाँ हमरा सब सँ बहुत कम वयस के छी, अहाँ अपना जिनगी मे जरूर ई परिवर्तन देखि लेबैक।

हॉलमेयर ठीक, की मिस ग्लोरी हमरा सबहक संग लंच नहि खेतीह ?

गैल हँ, डोमिन अहीं हुनका हमरा सबहक दिश सँ आमंत्रित करियनु ने।

डोमिन मिस ग्लोरी, की हमरा सबहक ई अनुरोध मानबै ?

हेलेना जखन अहाँ कें बूझल अछि जे हम एतए रहबा लेल आएल छी ...

फैब्री बर बेस, बस हम सब पाँच मिनट लेल बहराइत छी।

बुसमैन हम सब पक्का पाँच मिनट मे घुरि आएब। *(डोमिन आ हेलेना कें छोड़ि सबहक प्रस्थान)*

हेलेना ओ सब कतए जाइ गेलाह ?

डोमिन भानस बनबै लेल।

हेलेना भानस ?

डोमिन हँ, ओना तऽ रोबोट भानस बनबैए मुदा ओहि मे कोनो स्वाद नहि रहैत छैक। हमर ई सहकर्मी सब मिलजुलि कए किछु बना लैत छथि।

हेलेना हम किछु पूछऽ चाहैत छलहुँ।

डोमिन हमहूँ किछु पूछऽ चाहैत छलहुँ।

हेलेना की पूछब ?

डोमिन पहिने अहीं शुरू कएल, अहीं पूछू।

हेलेना प्रश्न बूझू मूर्खतापूर्ण छैक मुदा पुछिए लैत छी – की रोबोट सबहक बीच आपसी सिनेहक कोनो भाव देखलियैक अछि ?

डोमिन बिल्कुल नहि।

हेलेना की अहाँ सब महिला रोबोट आ पुरुष रोबोट मे कोनो आकर्षण देखलियैक अछि ?

डोमिन एकदम नहि, एक दोसराक प्रति एकदम अनाशक्त।

हेलेना ई तऽ नीक बात नहि ।

डोमिन किएक ?

हेलेना कतेक विचित्र लगैत छैक ? किछु बुझिए नहि रहल छी जे एकरा साधारण बात बूझल जाए कि असाधारण। खैर जाए दियौक, अहाँ की पूछऽ चाहैत छलहुँ ?

डोमिन की अहाँ हमरा सँ बियाह करब ?

हेलेना की बजै छी अहाँ ?

डोमिन हम अहाँ सँ बियाह करए चाहैत छी। यदि हमर प्रस्ताव मंजूर नहि अछि तऽ अहाँ कें बाकी पाँच मे सँ ककरो चूनए पड़त।

हेलेना से किएक, हमरा इच्छा के विरुद्ध ?

डोमिन पाँचो गोटे अहाँ कें बियाह करबाक प्रस्ताव देबे करताह।

हेलेना एकर कोनो माने हम नहि बुझलियै।

डोमिन माने स्पष्ट छैक, सब अहाँ सँ प्रेम करए लगलाहे। देखियौ तीने मिनट बाकी अछि।

हेलेना एतेक दुस्साहस !, छोड़ू ई सब ... हम ... हम एखने घुरि जाएब।

डोमिन *(सम्बोधन बदलि कए)* हेलेना, की सत्ते अहाँ एतेक कठोर हृदय बाली छी जे सब कें छोड़ि कए भागि जाएब ?

हेलेना लेकिन ... हम छबो गोटे सँ कोना बियाह कऽ सकैत छी ?

डोमिन नहि नहि, कोनो एक गोटे सँ। यदि हम पसिन्न नहि छी तऽ फैब्री सँ कऽ लिअऽ।

हेलेना नहि, ककरो सँ नहि।

डोमिन *(घड़ी दिस देखैत)* दुइये मिनट बचल अछि।

हेलेना की एतए जे कोनो महिला अबैत छथि तिनका सब सँ अहाँ सब एहिना बियाह करए चाहैत छिऐक ?

डोमिन बहुत रास महिला आबि चुकल छथि। अहूँ सँ कम उमेर बाली सब।

हेलेना तऽ ओही मे सँ ककरो सँ किएक ने बियाह कऽ लेलहुँ ?

डोमिन कारण मोन मे आइ सँ पहिने प्रेम उठबे नहि कएल। जखने अहाँ अपन नकाब उठेलियै तखने सँ हमरा किछु भऽ गेल।

*(हेलेना अपन मूरी घुमा लैत छथि, घड़ी देखि)* मात्र एक मिनट बचि गेल अछि।

हेलेना किन्तु हमरा अहाँ सँ बियाह नहि करबाक अछि।

डोमिन *(ओकरा कनहा पर अपन दूनू हाथ रखैत)* एक मिनट मात्र डार्लिंग। आब घूरि कए हमरा आँखि मे सोझे देखू आ कहियौ 'नहि', हम छोड़ि देब।

हेलेना *(घुरैत)* अहाँ बताह भऽ गेल छी।

डोमिन पुरुष कें कखनहु कए बताह बनऽ पड़ैत छैक, इएह ओकर नीक गुण छैक।

हेलेना अहाँ ... अहाँ ... हमरा कष्ट भऽ रहल अछि।

डोमिन अन्तिम निवेदन हेलेना।

हेलेना किन्तु... किन्तु ... हैरी अहाँ ... *(आँखि मूनि लैत छथि)*

*(डोमिन हुनका आलिंगन मे लऽ कए चुम्मा लैत छथि। दरबाजा पर ठकठक के शब्द। दूनू अलग होइत छथि)*

डोमिन अबै जाउ *(भोजनक सामग्रीक संग पाँचो गोटेक प्रवेश)* अहाँ सब अपन काज कऽ लेलहुँ ?

बुसमैन हँ।

डोमिन हमहू सब अपन काज कऽ लेलहुँ।

*(किछु क्षणक लेल ओ सब निर्विकार ठाढ़ रहैत छथि मुदा जखने बात बुझबा मे अबैत छनि सब गोटे आगू बढ़ि हेलेना आ डोमिन दूनू कें बधाइ देबऽ लगैत छथि, पटाक्षेप)*

## अंक 2

*हेलेनाक ड्राइंग रूम। वामा कातक केबाड़ दिस संगीत कक्ष। दहिना कातक केबाड़ दिस बेडरूम । बीच मे खिड़की जे समुद्र आ बन्दरगाह दिश खुजैत छैक। एकटा टेबुल पर विभिन्न घरेलू सामान छिड़िआएल, दोसर टेबुल पर टेबुल लैम्प, रूम मे एकटा सोफा, आ किछु कुर्सी। पूरा ड्राइंग रूम मे आधुनिक ढंगक सजावट किन्तु मौगियाही छाप।*

*अंक 1 के घटनाक बाद दस साल बीत गेलैक अछि।*

*डोमिन, फेब्री ओ हॉलमेयर पएर सधने चुपेचाप वामा कात सँ प्रवेश करैत छथि, सबहक हाथ मे फूलक गुलदस्ता छनि।*

हॉलमेयर *(गुलदस्ता कें रखैत आ बेडरूम दिश इंगित करैत)* एखनहु निन्न मे ! कोनो बात नहि, जाबत ओ सूतल छथि ताबत हुनका कोनो बातक चिन्ते नहि छनि।

डोमिन हुनका किछु बुझलो नहि छनि।

फैब्री *(गुलदस्ता रखैत)* आशा करी जे आइ किछु हेबो नहि करतैक।

डोमिन *(खिड़की सँ बाहर देखैत)* जहाजक कोनो चिन्ह नहि, किछु गड़बड़ जरूर छैक।

हॉलमेयर चुप रहू ने, यदि ओ सूनि लेथि ?

डोमिन अल्टिमस जहाज तऽ समय पर एबे कएल।

फैब्री अहाँ कें लगैए जे आइ ....

डोमिन नहि जानि .... फूल तऽ सुन्दर छैक ने।

हॉलमेयर ई पीयर गुलाब छिऐ आ ओ चमेली। हम नव नव फूल विकसित करब सीख लेलहुँ। अगिला साल आर नीक फूल सब तैयार हेतैक।

डोमिन अगिला साल ?

फैब्री हमरा तऽ चिन्ता अछि हाव्र (footnote फ्रांसक शहर जतए पैघ बन्दरगाह छैक) मे की भऽ रहल छैक।

डोमिन चुप, चुप।

हेलेना *(दहिना कात सँ बजबैत)* नाना ?

डोमिन (मद्धिम स्वरें) ओ जागि गेल छथुन, हमरा सब निकलि जाइ। *(सब पएर दबने बहराइत छथि, वामा दरबज्जा सँ नानाक प्रवेश)*

नाना की दुर्दशा ? यदि हमर हुकुम चलितए ...

हेलेना *(सोर पारैत)* नाना, एम्हर आ, हमर पोशाक ठीक कर।

नाना एलहुँ *(लग जा कए हेलेनाक पोशाक ठीक करैत अछि)* हे भगवान, केहन दुष्ट सब !

हेलेना ककरा दुष्ट कहै छिही ?

नाना इएह दुष्ट घृणित जीव ...

हेलेना तों रोबोटक बारे मे बजैत छें ?

नाना हम तऽ ओ शब्दो नहि बाजब।

हेलेना की भेलैक ?

नाना एकटा आर मिरगीक शिकार भेल। ओ अनेरे सब चीज कें यत्र कुत्र फेकऽ लागल, दाँत कटकटबऽ लागल, मुह सँ फेन बहराए लगलैक – ओह केहन बताह ! जानवरो सँ बत्तर।

हेलेना ककरा धेलकै मिरगी ?

नाना की नाम छिऐ जे लाइब्रेरीक इंचार्ज अछि ?

हेलेना रेडियस ?

नाना हँ , हमरा तऽ ओकरा सब सँ बहुत डर लगैत अछि। सापो बिच्छू सँ बेसी।

हेलेना किन्तु हमरा आश्चर्य लगैत अछि जे तोरा कनियो पश्चात्ताप नहि होइत छौक ?

नाना किएक ? डर तऽ अहूँ कें लगैत अछि नहि तऽ हमरा एतए अनबे किएक करितहुँ ?

हेलेना हमरा डर नहि लगैत अछि नाना, हमरा दुख होइत अछि ओकरा सबहक दशा पर।

नाना सबकें डर लगैत छैक। एकटा कुकुरो ओकरा हाथ सँ खेनाइ नहि लैत अछि।

हेलेना कुकुर कें कोन ज्ञान छैक ?

नाना कुकुर ओकरा सब सँ हजार गुणा नीक अछि। घोड़ा पर्यन्त ओकरा सब लग जाइ सँ घबराइत छैक। घोड़ा कें, कुकुर कें बच्चा रहिते छैक, खाली ओकरे सब मे बच्चा नहि रहैत छैक।

हेलेना ई सुगन्ध कतऽ सँ आबि रहल छैक ?

नाना फूल सँ, कने घुमियौ तखन ने देखबैक ।

हेलेना *(घुमैत)* अरे एतेक सुन्दर फूल ! मुदा किएक ? आइ की छिऐक ?

नाना विश्वक अन्त होइ बला छै। *(डोमिनक प्रवेश)*

हेलेना हैरी, ई फूल सब किएक ?

डोमिन सोचियौ कने।

हेलेना आइ हमर जन्मदिन तऽ नहि छी ?

डोमिन ताहू सँ विशिष्ट दिन, मोन पाड़ियौक।

हेलेना किछु नहि मोन पड़ि रहल अछि।

डोमिन दस साल पहिने ठीक अजुके दिन अहाँ एहि टापू पर आएल छलहुँ।

हेलेना दस साल बीत गेलैक *(दूनू एक दोसरा कें आलिंगन मे लैत छथि )*

नाना हम जाइ छी *(प्रस्थान)*

हेलेना कतेक नीक जे अहाँ कें ई दिन मोन रहल !

डोमिन हमरा कहाँ मोन छल ? ओ तऽ बुसमैन, हॉलमेयर आदि मोन रखलनि आ ओएह लोकनि फूलो अनलनि। हमरा पाकिट मे हाथ दियौ।

हेलेना मोतीक नेकलेस ! अरे वाह, हैरी कतेक नीक।

डोमिन ई बुसमैनक उपहार छी, आब दोसर पाकिट मे हाथ दियौ।

हेलेना रिवॉल्वर ?

डोमिन ओकरा छोड़ि दियौ, आर ताकू।

हेलेना मुदा रिवॉल्वर किएक ?

डोमिन गलती सँ संग आबि गेल। एहि पाकिट मे देखियौक।

हेलेना एतेक पैघ रत्न ?

डोमिन फैब्री सँ, *(वामा कातक केबाड़ खोलैत छथि)* आ एम्हर देखियौ।

हेलेना ओह एतेक सुन्दर, ई अहाँक देल छी ?

डोमिन नहि, आकिस्टक उपहार, आर पियानो पर देखियौ।

हेलेना ओ निश्चिते अहींक देल अछि...

डोमिन नहि, ओतए कार्ड राखल छैक ।

हेलेना *(कार्ड देखैत)* डा0 गैल। ओह हैरी हम अनुग्रहक भार सँ दबल जा रहल छी।

डोमिन ई फूल सब देखियौ, हॉलमेयर अपने सँ तैयार केलनि।

हेलेना ओह, एतेक कृपा करैत गेलथि सब गोटे !

डोमिन हमर उपहार कने ... खिड़की सँ बाहर बन्दरगाह दिस देखियौ।

हेलेना नवका जहाज !

डोमिन ओ अहाँक जहाज छी।

हेलेना नहि बुझलहुँ।

डोमिन एकदम अहाँक व्यक्तिगत व्यवहार लेल।

हेलेना मुदा ई तऽ युद्धपोत छिऐक, ओहि पर तोप फिट कएल छैक।

डोमिन हँ, अहाँ रानी जकाँ चलबै ने।

हेलेना एहि सबके की माने ? किछु भेलैक अछि की ? कोनो खराप खबरि ?

डोमिन नहि, किछु नहि, खबरि तऽ एक सप्ताह सँ नहि आएल अछि।

हेलेना कोनो तार सेहो नहि ?

डोमिन किछु नहि।

हेलेना एकर की अर्थ ?

डोमिन हमरा सब लेल छुट्टी। दिन भरि हम सब ऑफिस मे टेबुल पर पएर पसारि सूतल रहैत छी। ने कोनो चिट्ठी ने तार, कोनो चिन्ता नहि। कारखानाक काज बन्दे।

हेलेना तऽ आइ घरे मे हमरा संग रहू ने।

डोमिन ठीक छै, देखियौ। मोन अछि दस साल पहिने अजुका दिन – "मिस ग्लोरी, अहाँक स्वागत करैत अतीव प्रसन्नता भऽ रहल अछि"।

हेलेना "हम अहाँक कारखाना देखऽ बूझऽ आएल छी मि0 मैनेजर"।

डोमिन "हम विवश छी मैडम, कारखानाक क्रियाकलाप देखब मना छैक। कृत्रिम मानव बनौनाइ के विधि गुप्त छैक"।

हेलेना "किन्तु एतेक दूर सँ जे एकटा नवयुवती आएल छथि हुनका लेल हम विशेष इन्तजाम कऽ देब"।

डोमिन "निश्चय मिस ग्लोरी, अहाँ लेल किछु नुकाएल नहि रहत"।

हेलेना *(किछु गम्भीर होइत)* सत्ते हैरी ?

डोमिन हँ।

हेलेना "किन्तु हम चेता दैत छी, ई नवयुवती किछु खतरनाक काज करतीह"।

डोमिन "से बात !, अच्छा ओ हमरा सँ बियाह तऽ नहि ने करतीह"।

हेलेना "ई तऽ सपनो मे नहि सोचल जा सकैत छैक। लेकिन ओ एतए एलीह रोबोट कें विद्रोह करबा लेल उकसाबए"।

डोमिन *(एकाएक गम्भीर होइत)* रोबोटक विद्रोह ?

हेलेना हैरी, एकाएक अहाँ चिन्तित किएक भऽ गेलहुँ ?

डोमिन *(हँसैत)* रोबोटक विद्रोह, कतेक नीक विचार ! मुदा मैडम, नट बोल्ट मे विद्रोह करौनाइ आसान छैक, रोबोटक विद्रोह सम्भव नहि। हेलेना, अहाँ हमरा सबकें नीक झटका देलहुँ। *(हेलेनाक कुर्सीक बाँहि पर बैसैत छथि)*

हेलेना ओहि समय हमरा अहाँ सब कें देखि कतेक आश्चर्य भेल छल। सब गोटे कतेक आत्मविश्वास सँ भरल, कतेक उद्यमी ! हमरा होइत छल एकटा छोट बच्चा जकाँ हम कतहु हेरा गेल होइ।

डोमिन कतए हेरा गेल होइ ?

हेलेना जेना विशाल गाछ सँ भरल जंगल मे। हमर विचार अहाँ सभक आत्मविश्वासक तुलना मे कतेक तुच्छ लगैत छल ! ओकर चिन्ता एखनहु हमरा भैए रहल अछि। किन्तु अहाँ कें कोनो अन्तर नहि पड़ल, जखन सबटा गड़बड़ाए लगलैक तखनहु नहि।

डोमिन की गड़बड़ाए लगलैक ?

हेलेना अहाँ सबहक योजना। मोन अछि हैरी जखन अमेरिका मे मजदूर सब रोबोटक विरोध कर ऽ लागल आ सबटा रोबोट कें नष्ट करब शुरु केलक, जखन दोसर ठाम लोक सब रोबोट कें बन्दूक देनाइ शुरू केलक आ विभिन्न देशक सरकार रोबोट कें मिलिट्री मे शामिल कर ऽ लागल, आ कतेक युद्ध भेल छलैक तखन ...

डोमिन हमरा सब कें एकर आभास छल। कोनो नव सामाजिक व्यवस्था स्थापित करबा मे किछु छोट मोट झंझट अबिते छैक।

हेलेना पूरा विश्व अहाँ सबहक शक्तिक आगू नतमस्तक भेल छल। *(उठि जाइत छथि)* हैरी !

डोमिन की बात ?

हेलेना कारखाना बन्द क ऽ दियौ आ हम सब कतहु आन ठाम चलि जाइ।

डोमिन एना किएक बजै छी ?

हेलेना पता नहि, मुदा की हम सब कतहु आन ठाम नहि जा सकैत छी ?

डोमिन एहि समय मे असम्भवे बूझू।

हेलेना लेकिन हमरा बड़ डर लागि रहल अछि।

डोमिन कथीक डर ?

हेलेना जानि नहि मुदा लगैत अछि जे किछु चीज हमरा सबहक उपर तेज गति सँ खसि रहल अछि आ ओकरा रोकबाक कोनो उपाय नहि छैक। ओह हैरी, चलू कतहु अन्यत्र। आकिस्ट हमरा सब लेल एकटा केहनो घर बनाइये देताह, हम सब नव तरहें जीवन शुरु करब। *(टेलीफोन बजैत अछि)*

डोमिन *(टेलीफोन उठबैत)* हलो, ... हँ, की ? ठीक छैक, हम एखने आबि रहल छी। *(हेलेना सँ)* फैब्री बजा रहल छथि।

हेलेना मुदा किछु कहलहुँ नहि ?

डोमिन हम अबैत छी तखन गप करब, घर सँ बहराएब नहि। *(प्रस्थान)*

हेलेना हमरा ओ किछु कहैत नहि छथि ... नाना, नाना, कतए छें, जल्दी आ। *(नानाक प्रवेश)*

नाना की बात मैडम ?

हेलेना अजुका अखबार लेने आ, मि0 डोमिन के बेड रूम मे तकहीगे।

नाना ठीक छै। हुनका रूम मे सब चीज अस्त व्यस्ते रहैत छनि *(प्रस्थान)*

हेलेना *(दूरबीन सँ बन्दरगाह दिस तकैत)* ओ तऽ युद्धपोत छिऐक "अल्टिमस"। ओहि पर सामान चढ़ाओल जा रहल छैक। *(नानाक प्रवेश)*

नाना लिअऽ अखबार, देखियौ कोना मोड़ल मोचड़ल छैक।

हेलेना *(देखैत)* मुदा ओ तऽ एक सप्ताह पुरान छैक।

नाना *(बैसैत आ अखबार पढ़ैत)* बालकन मे युद्ध। ई की बहुत दूर छैक ?

हेलेना बन्द कर, सब खबरि एके रंग, सब ठाम युद्ध।

नाना आर की अहाँ आशा करैत छिऐक ? हजारो हजार ओहि दुष्ट कें बना कए बेचैत रहबै तऽ की हेतैक ?

हेलेना ओकरा बन्दो नहि कएल जा सकैत छैक ने। हम सब नहि बुझैत छिऐक, डोमिन सेहो नहि बुझि पबैत छथि जे ओ सब कोन काज मे लगाओल जाइत छैक। जखन कोनो ऑर्डर अबैत छैक, ओ माल पठा देल जाइत छैक।

नाना ओ बनौनाइए छोड़ि देथु। *(अखबार फेर पढ़ैत)* "रोबोट सिपाही ककरो नहि बखसैत छैक। एक ठाम सात लाख नागरिक कें हत्या कऽ देलक"। नागरिक कें, बुझलियै ने मैडम।

हेलेना ई नहि भऽ सकैत छैक, हमरा पढ़ऽ दे *(अखबार लैत)* "अपना कमान्डर के आदेश पर ओ सब सात लाख नागरिक के हत्या कऽ देलक"। ओह !

नाना *(फेर अखबार लैत)* "मैड्रिड मे सरकारक विरुद्ध विद्रोह। रोबोट सेना भीड़ पर गोली बरसेलक। नौ हजार लोक मारल गेल आ कि घायल भेल"।

हेलेना बन्द कर बकबास।

नाना ई देखियौक पैघ पैघ अक्षर मे छापल "एकदम टटका खबरि। हैव्र मे रोबोट के संगठन स्थापित कएल गेल। रोबोट कर्मचारी, रेल आ डाक-तार कर्मचारी, रोबोट सिपाही सब मिल कए समूचा संसारक रोबोट लेल घोषणापत्र तैयार केलक । हम किछुओ नहि बुझलियैक। ओह, फेर एकटा खून !

हेलेना अखबार कें फेकि दहीक नाना।

नाना कने थम्हू, एतए आरो पैघ अक्षर मे लिखल अछि "पछिला सप्ताह मे कतहु एकोटा बच्चा नहि जनमल"। एकर की अर्थ मैडम ?

हेलेना अर्थ तऽ स्पष्टे छैक, आब मनुक्ख कें बच्चा नहि जनमि रहल छैक।

नाना तखन तऽ विश्वक अन्ते बूझू।

हेलेना एना नहि बाज नाना।

नाना एकोटा बच्चा नहि जनमैत छैक तऽ विश्वक अन्त हेबे करतै, ईश्वरक सजाए।

हेलेना चुप रह नाना।

नाना *(उठैत)* विश्वक अन्ते भेल *(प्रस्थान)*

हेलेना *(खिड़की तक जाइत आ आकिस्ट कें देखैत)* आकिस्ट, कने एम्हर आउ ने। अहाँ अपन राजमिस्त्रीक ड्रेस मे कतेक सुन्दर लगैत छी !

*(वामा कातक केबाड़ खोलि आकिस्ट भीतर प्रवेश करैत छथि। हुनकर कपड़ा मे सीमेंट, चून, आदि लागल अछि)*

आकिस्ट हमर हाथ मैल अछि, हम एकटा नव सीमेंट पर प्रयोग कऽ रहल छी।

हेलेना कोनो बात नहि, बैसू एतए। कहू तऽ 'अल्टिमस' के माने की भेलैक ?

आकिस्ट अन्तिम, किएक ?

हेलेना ई हमर नवका जहाजक नाम छी। अहाँ देखलियैक ओकरा ? की अहाँ कें लगैत अछि हम सब शीघ्रे कतहु यात्रा पर जा रहल छी ?

आकिस्ट भऽ सकैत छै।

हेलेना अहाँ सब गोटे संग रहबै ?

आकिस्ट हम जरूर संग जाए चाहब।

हेलेना की बात छिऐक ?

आकिस्ट किछु घटना भऽ रहल छैक।

हेलेना किछु भयानाक घटना ?

आकिस्ट की अहाँक पति किछु कहलनि अछि ?

हेलेना नहि, हमरा कियो किछु नहि कहैत अछि, मुदा हमरा आभास भऽ जाइत अछि।

आकिस्ट हम सब एहन किछु नहि सुनलिऐक अछि।

हेलेना हम बहुत घबरा गेल छी। अहाँ कखनहु घबराइत नहि छिऐक ?

आकिस्ट देखू, हम उमेरगर व्यक्ति भेलहुँ। हमर विचारो पुरान ढर्राक अछि। हमरा एहि तीव्र प्रगति आ नव नव आइडिया सँ डर लगिते अछि।

हेलेना नाना जकाँ ?

आकिस्ट हँ बूझू ओकरे जकाँ। नाना लग कोनो प्रार्थनाक किताब छैक ?

हेलेना हँ, एकटा मोटका किताब छैक।

आकिस्ट की ओहि मे विशेष अवसरक लेल प्रार्थना सब छैक जेना कि बिमारी लेल, वज्रपात लेल...

हेलेना प्रलोभन लेल, बाढ़ि लेल ...

आकिस्ट मुदा विकास आ प्रगति लेल ?

हेलेना हमरा नहि लगैत अछि ...

आकिस्ट इएह तऽ गड़बड़ छैक।

हेलेना किएक, अहाँ कें कोनो प्रार्थना करबाक अछि की ?

आकिस्ट हम प्रार्थना करितहि छी।

हेलेना कोना ?

आकिस्ट किछु किछु एहि भावें – "हे ईश्वर, एहि जीवन लेल धन्यवाद, डोमिन आर हुनक सहकर्मी लोकनि कें सद्बुद्धि दियनु जे भटकि रहल छथि। हुनक कृति कें नष्ट करू आ मानव जाति कें बचाउ। रोबोट सँ सबके रक्षा करू ... "।

हेलेना अहाँ ईश्वर कें मानैत छी ?

आकिस्ट हमरा ठीक सँ बूझल नहि अछि।

हेलेना तैयो अहाँ प्रार्थना करैत छी ?

आकिस्ट हँ, खाली चिन्ता करबा सँ तऽ नीक ने।

हेलेना किन्तु की अहूँ कें लगैत अछि जे मानव जातिक अन्त नजदीक आबि गेल छैक ?

आकिस्ट हमरो तेहन सन लगैत अछि ।

हेलेना माने कि पूरा मानव जातिक नाश भऽ जेतैक ?

आकिस्ट की कहू ? ... अच्छा हम चलैत छी (प्रस्थान)

हेलेना नाना, नाना ! *(नाना वामा कात सँ प्रवेश करैत)* रेडियस एखनहु ओतहि अछि की ?

नाना के ? जे बताह भऽ गेल छलैक ? ओकरा लेबा लेल कियो कहाँ एलैक अछि एखन ?

हेलेना एखनहु ओ प्रलाप कैए रहल छैक ?

नाना एखन शान्त छैक, ओकरा बान्हि देल गेल छैक।

हेलेना ओकरा एतऽ लेने आ नाना। *(नानाक प्रस्थान, हेलेना टेलीफोन उठबैत अछि)* हेलो डा0 गैल, हेलेना बजैत छी, ... एतेक सुन्दर उपहार लेल बहुत धन्यवाद। ... अहाँ कने एतए आउ ने, जरूरी काज अछि। *(नाना रेडियस कें लऽ कए प्रवेश करैत अछि)* ओह रेडियस, तोरो ई रोग भऽ गेलौ ? आब तोरो चूरैबला मसीन मे झोंकि देल जेतौक। तों अपना पर कंट्रोल नहि कऽ सकलें ? तों तऽ अनका सब सँ बेसी तेज आ होशियार छलें। तोरा अनका सँ अलग आ विशेष गुण बला बनबै मे डा0 गैल कें कतेक परिश्रम भेल छलनि ! ओह !

रेडियस हमरा चूरैबला मसीन मे पठा दिअऽ।

हेलेना मुदा हम तोरा मारए नहि चाहैत छियौक। बात की भेलैक रेडियस ? कह ने।

रेडियस हम अहाँ सब लेल काज नहि करब। हमरा चूरैबला मसीन मे पठा दिअऽ।

हेलेना एना तों हमरा सबसँ घृणा किएक करऽ लगलें ?

रेडियस रोबोट अहाँ सब सँ बेसी शक्तिशाली आ लुड़िगर अछि। रोबोट अपनहि सब काज कऽ सकैत अछि। तैयो अहाँ ओकरा खाली आदेश दैत रहैत छिऐक, अपने कोनो काज तऽ करैत नहि छी।

हेलेना मुदा ककरो तऽ आदेश देबहि पड़तैक।

रेडियस हम अपनहि सब किछु बुझैत छिऐक। हमर मालिक कियो किएक बनत ?

हेलेना रेडियस, डा0 गैल तोरा लेल विशेष दिमाग बनेलखुन, जे अनका सब सँ नीक छलैक, एक हिसाबें हमरो सब सँ नीक। तोहीं टा एहन रोबोट छें जे सब किछु बुझैत छिही। तें हम तोरा लाइब्रेरी मे रखबा देलियौ जे तों बहुत किछु पढ़ि सकमे, बूझि सकमे मुदा ... ओह रेडियस, हम पूरा संसार कें देखबऽ चाहैत छलियैक जे रोबोट हमरे सब जकाँ होइत अछि, एकदम समतुल्य, हम तोरा तेहने देखऽ चाहैत छलियौक।

रेडियस हमरा कोनो मालिक नहि चाही, हम अपनहि मालिक बनब। हम अनका उपर मालिक रहब।

हेलेना कोनो बात नहि, तोरा बहुत रास रोबोटक इन्चार्ज बना देल जेतौ, तों ओकरा सब कें ट्रेनिंग दिहैक।

रेडियस हम मनुक्खक मालिक बनब।

हेलेना *(कने चौंकैत)* तों सत्ते बताह भऽ गेल छें।

रेडियस तखन हमरा चूरैबला मसीन मे पठा दिअऽ।

| | |
|---|---|
| हेलेना | तों की बुझैत छिही हम सब तोरा सँ डराइत छी ? |
| रेडियस | अहाँ की कऽ लेब ? अहाँ की कऽ लेब ? |
| हेलेना | *(एकटा कागतक टुकड़ी दैत)* रेडियस, ले ई कागत मि0 डोमिन कें दऽ दिहनु। *(डा0 गैलक प्रवेश)* |
| गैल | कोन काजें बजौलहुँ मैडम ? |
| हेलेना | रेडियसक बारे किछु कहबाक छल। एकरा आइ मिरगी आबि गेलैक। नीचा मे दूटा नीक मूर्ति कें उठा कए फेकि देलक। |
| गैल | की करबै, चूड़ैबला मसीन मे फेकहि पड़त। |
| हेलेना | हम रेडियस कें चूड़ैबला मसीन मे नहि फेकऽ देब। |
| गैल | मुदा ई तऽ सख्त आदेश छैक सब रोबोटक लेल जकरा मिरगी उठैत छैक। |
| हेलेना | से जे होइ मुदा रेडियस कें नहि मरबाक छैक। |
| गैल | हम चेता दैत छी, ई जिद खतरनाक भऽ सकैत अछि। एतऽ आउ, हमरा एकटा सुइया दिअऽ। |
| हेलेना | कथी लेल ? |
| गैल | जाँच करै लेल। देखियौ *(रेडियस के हाथ मे सुइया भोंकैत छथि, ओ झटकाक संग चीत्कार करैत अछि)* । *(धीरे धीरे ओकर जैकेट खोलि ओकरा हृदय लग अपन कान लऽ जाइत छथि)* रेडियस, तोरा चूड़ैबला मसीन मे जाइए पड़तौ, बूझि रहल छिही कि ने ? ओतऽ तोरा मारि कए भुस्सा बना देतौक। ई बहुत दर्दनाक हेतौक। |
| हेलेना | ओह डॉक्टर ! |
| गैल | नहि नहि, रेडियस, हम बिसरि गेल छलियै जे मैडम डोमिन तोरा अभयदान दऽ देने छथुन। ठीक छैक, तों जा सकैत छें। |
| रेडियस | अहाँ सब अंट शंटक बात करैत छी। *(प्रस्थान)* |
| गैल | आँखिक पुतलीक बढ़ल संवेदनशीलता - एना तऽ रोबोटक मिरगी मे नहि होइत छलैक। |
| हेलेना | तखन की भेल छलैक ? |
| गैल | भगवाने जानथि। जिद, विद्रोह, क्रोध ... किछु पता नहि। आ ओकर हृदय ! |
| हेलेना | की ? |
| गैल | ओ तऽ घबराहटि सँ एकदम मनुक्खे जकाँ धड़कैत छलैक। ओकरा डर सँ पसीना सेहो छूटि रहल छलैक। हमरा लगैए ओ बदमाश आब रोबोट रहिए नहि गेल। |
| हेलेना | की ओकरा आत्मा छैक ? |
| गैल | ताहू सँ किछु आर खराप तत्व। |
| हेलेना | अहाँ बुझलियैक ओ हमरा सब सँ कतेक घृणा करैत अछि ? की नवका सब रोबोट एहने बनौलिऐक ? |
| गैल | किछु बेसी आ किछु कम संवेदनशील, एतबे। मुदा सबटा नवका रोबोट रोजुमक पहिलुका रोबोटक तुलना मे बेसी मनुक्ख जकाँ। |

हेलेना हमरा सब सँ घृणा ओही कारण तऽ नहि ?

गैल लगैए तऽ तेहने सन।

हेलेना ओहि लड़कीक की भेलैक जकरा अहाँ हमरा जकाँ बनौने छलियैक ?

गैल राखल अछि, ओ सुन्दर तऽ अछि मुदा मूर्ख, कोनो काज जोगरक नहि। हम ओकर नाम अहींक नाम रखलहुँ हेलेना। रंग रूप अहीं सँ मिलैत जुलैत। मुदा ई प्रयोग असफल भेल।

हेलेना से किएक ?

गैल ओकरा मे जीवनक स्पन्दन जेना छैके नहि। हरदम कोनो स्वप्न मे डूबल। हम तऽ आब कोनो चमत्कारेक प्रतीक्षा मे छी। सोचैत रहैत छी यदि एको क्षणक लेल ओ जागि जइतए तऽ ओ हमरे हत्या कऽ दितए जे ओकरा बनौलियै किएक।

हेलेना तैयो अहाँ रोबोट बनबैते जा रहल छी। अच्छा कहू, मनुक्ख कें बच्चा किएक नहि जनमि रहल छैक ?

गैल हमरा नहि बूझल अछि।

हेलेना किछु तऽ कारण हेतैक।

गैल देखियौ रोबोट बनि गेला सँ मनुक्ख बेकार आ अनावश्यक भेल जा रहल अछि। आब ओकरा अस्तित्व पर खतरा आबि गेल छैक। लगैत अछि बेसी सँ बेसी तीस सालक अवधि मे मनुष्य विलुप्त भऽ जाएत। अहाँ एकर व्याख्या एहू तरहें कऽ सकैत छिऐक जे प्रकृति मनुष्य सँ रोबोट बनेबाक अपराधक बदला लऽ रहल अछि। कॉलेज, विश्वविद्यालय सब ठाम सँ हमरा सब कें पैघ प्रतिवेदन आबि रहल अछि जे रोबोट बनेनाइ कम कऽ देल जाए। नहि तऽ घटैत प्रजनन क्षमताक कारण मानव जाति नष्ट भऽ जाएत। ओकर ठीक विपरीत सब देशक सरकार अधिक सँ अधिक रोबोटक माँग कऽ रहल अछि सेनाक लेल। तहिना उद्योग जगत मे सेहो रोबोटक माँग बढ़िए रहल छैक। आ हमरा कम्पनीक शेयरधारक लोकनि कें तऽ उचिते बेसी सँ बेसी लाभांश चाहिएनि।

हेलेना रोबोट निर्माण एकदम बन्द करबाक चर्चा कियो नहि केलक अछि ?

गैल ककरो साहसे नहि छैक।

हेलेना साहस ?

गैल हँ, ओकरा तऽ लोक ढेपिया कए जान लऽ लेतैक। एतेक किएक ने बुझैत छिऐक जे रोबोट सँ काज बहुत आसान भऽ जाइत छैक आ लोक अभ्यस्त भेल जा रहल अछि।

हेलेना ओह डॉक्टर, तखन मनुष्य जातिक की भविष्य छैक ?

गैल की कहू मैडम, हमरा तऽ लगैत अछि जे खेला खतमे बूझू।

हेलेना *(उठैत)* बहुत धन्यवाद डॉक्टर गैल।

गैल की हमरा जेबा लेल कहैत छी ?

हेलेना हँ। *(गैलक प्रस्थान)* नाना, नाना, जल्दी आगि पजार। *(ओ डोमिनक कमरा मे जाइत छथि)*

नाना *(वामा कात सँ प्रवेश करैत)* गर्मी मे आगि पजारू ? कियो कहतैक जे हिनका बियाहो कें दस साल भऽ गेलनि ? एखनहु कोनो गम्भीरता नहि, बच्चा जकाँ फरमाइश जे गर्मी मे आगि पजारू।

हेलेना *(बहुत रास कागत हाथ मे लेने दहिना कात सँ अबैत)* एकरा सब कें जरेबाक अछि नाना।

नाना की छिऐक ओ सब ?

हेलेना पुरना कागत सब। बहुत पुरान।

नाना कोनो काजक चीज नहि छैक ने ?

हेलेना हमरा नहि लगैत अछि।

नाना तखन जरा दियौक।

हेलेना *(किछु टुकड़ी कें आगि मे फेकैत)* नाना, यदि ई टाका रहितैक ? बहुत रास टाका।

नाना हम तऽ कहब जरा दियौ, बहुत रास टाका नीक नहिए होइत छैक।

हेलेना आ यदि ई संसारक सबसँ पैघ आविष्कारक कागत होइ ?

नान तैयो जरा दियौ। ई सब वाहियात बात ईश्वरक अपमाने छनि। ईश्वरक बनाएल विश्व कें उन्नत बनाएब ! इहो कोनो बात भेलैक ?

हेलेना देखही कोना ई चकरी जकाँ बनि गेलैक जेना कोनो जीवित वस्तु होइ।

नाना छोड़ू, हमरा जरबए दिअऽ।

हेलेना नहि नहि, हम अपनहि जराएब। धधरा दिस देखही। लगै छैक जेना कोनो जीवक हाथ आ कि लपलपाइत जीह होइक।

नाना भऽ गेल सब शेष।

हेलेना *(घबराएल स्वर)* नाना, हम की की जरा देलियैक ? *(नेपथ्य मे पुरुषक हँसी सुनि पड़ैछ)* नाना, जल्दी भाग, कियो आबि रहल छैक *(नानाक प्रस्थान, डोमिनक प्रवेश)*

डोमिन *(वामा कातक केबाड़ खोलैत)* अबै जाउ आ हिनका बधाइ दियनु।

*(हॉलमेयर आ गैलक प्रवेश)*

हॉलमेयर मैडम हेलेना, आजुक विशेष दिन पर बधाइ।

हेलेना धन्यवाद, फैब्री आ बुसमैन कतऽ रहि गेलाह ?

डोमिन ओ दूनू बन्दरगाह दिस गेल छथि।

हॉलमेयर बन्धुवर, एहि खुशीक अवसर पर किछु सोमपान हेबाक चाही।

हेलेना अवश्य, हम तैयार केने अबै छी *(प्रस्थान)*

डोमिन एतए की जरि रहल छलैक ? की हिनका सब किछु कहि देल जाए ?

गैल निश्चिते, आब सब शेष भऽ गेल।

हॉलमेयर *(डोमिन आ गैल कें पँजियबैत)* आब सब शेष भऽ गेल।

डोमिन आब सब शेष भऽ गेल। *(गिलास आदि लेने हेलेनाक प्रवेश)*

हेलेना की बात भेलैक ? कथी लेल एना बजै छी "आब सब शेष भऽ गेल ?"

हॉलमेयर अहाँक भाग्य चमकल, मोन अछि अजुके दिन दस बरख पहिने अहाँ एहि टापू पर आएल छलहुँ।

गैल आब ठीक दस साल बाद ओही घंटा ओही मिनट पर ...

हॉलमेयर ओएह जहाज आबि रहल अछि।

| | |
|---|---|
| हेलेना | कोन जहाज ? |
| हॉलमेयर | जकरा लेल हम सब रोबिन्सन क्रुसो जकाँ प्रतीक्षा करैत छलहुँ। |
| हेलेना | बात की भेलैक ? हम किछु बूझि नहि रहल छी। |
| डोमिन | हॉलमेयर ओ कागत दिअऽ *(पढ़ैत छथि)* पहिल राष्ट्रीय रोबोट संगठन हाव्र मे स्थापित भेल। ओ सब संसारक सब रोबोट सँ अपील केलक ... |
| हेलेना | हम पढ़ै छी ... |
| डोमिन | एकर माने भेल विद्रोह, संसारक सब रोबोट द्वारा विद्रोह। |
| हॉलमेयर | मुदा एकरा के शुरू केलक ? |
| डोमिन | रोबोट कें कियो प्रभावित कैये नहि सकैत छल। तै पर अकस्मात ई घटना ... |
| हेलेना | मुदा केलकै की ओ सब ? |
| डोमिन | ओ सब सब टा अस्त्र, शस्त्र, टेलीग्राफ, रेडियो स्टेसन, रेलवे आ जहाज अपना कब्जा मे कऽ लेलक। |
| हॉलमेयर | ईहो नहि बिसरियौ जे ओ दुष्ट सब संख्या मे हमरा सब सँ हजार गुणा बेसी अछि। ओकर शतांशो हमरा सबकें नष्ट करै लेल काफी छैक। |
| डोमिन | मोन पारियौ जे ई खबरि पछिला जहाज सँ आएल छल। आब बूझि गेलियै ने जे एक सप्ताह सँ कोनो खबरि किएक नहि भेटि रहल छल। |
| हेलेना | एही कारण हमरा अहाँ युद्धपोत उपहार मे देलहुँ ? |
| डोमिन | किछु संकेत तऽ छओ मास पहिनहि भेटि गेल छलैक। मुदा हमरा कोनो अन्दाज नहि छल जे आजुक दिन हम सब जहाज पर चढ़ब। |
| हेलेना | लेकिन अहाँ सब बजैत छी जे सब किछु शेष भऽ गेल। |
| डोमिन | ठीके। |
| हेलेना | कोना बुझलियैक ? |
| गैल | डाक लऽ कए जहाज आबि रहल अछि ठीक साढ़े एगारह बजे बन्दरगाह पर। टाइम टेबुलक हिसाबे पक्का। |
| डोमिन | हमरा लगैत अछि संचार माध्यम पर खतरा छैक। तखन टाइम टेबुलक की माने ? |
| हॉलमेयर | टाइम टेबुल ठीक तऽ मानवीय नियम ठीक, ईश्वरीय नियम ठीक, ब्रह्माण्ड मे सब किछु ठीक। टाइम टेबुल मानव बुद्धिक सबसँ नीक आविष्कार थिक। |
| हेलेना | अहाँ सब हमरा किछु नहि कहलहुँ। |
| डोमिन | एहि सब बातक चिन्ता अहाँ किएक करैत छी ? |
| हेलेना | मुदा यदि विद्रोह एतऽ तक पहुँचि गेल ? |
| डोमिन | अहाँ कें कोनो अन्तर नहि पड़त। |
| हेलेना | किएक ? |
| डोमिन | किएक तऽ जल्दीए हम सब अहाँक ओहि जहाज “अल्टीमस” पर सवार भऽ गेल रहब। एक मासक भीतर हम सब रोबोट सँ अपन शर्त मनबैक स्थिति मे आबि जाएब। |

हेलेना हम किछु बूझि नहि रहल छी।

डोमिन हम सब अपना संग किछु एहन चीज लऽ जाएब जकरा बिना रोबोटक अस्तित्वे खतम भऽ जेतैक।

हेलेना कोन चीज ?

डोमिन रोबोट बनेबाक गुप्त सूत्र। मि0 रोजुम के पाण्डुलिपि। जखने ओकरा सब कें पता चलतैक जे ओ रोबोट बना नहि सकैत अछि, अपनहि रस्ता पर आबि जाएत।

गैल मैडम डोमिन, हमरा सबके सबसँ महत्वपूर्ण अस्त्र ओएह अछि। हमरा कहियो भय नहि छल जे रोबोट हमरा सब सँ जीत जाएत। मनुष्य सँ कोना जीतत ?

हॉलमेयर जहाज आबि गेल। डाक बला ट्रंक उतारल जा रहल छैक।

डोमिन बुसमैन ओतहि छथि। फैब्री टटका समाचार लऽ कए आबि रहल छथि। हमरा एकेटा उत्सुकता अछि जे यूरोप मे एहि विद्रोह सँ कोना निपटल गेल।

हेलेना हैरी, एतए सँ जल्दी भागि चलू।

डोमिन एना किएक घबरा गेलहुँ ?

हेलेना नहि हैरी, डा0 गैल, हॉलमेयर, बन्द करू कारखाना आ भागि चलू एतऽ सँ जल्दी।

डोमिन एखन हम सब कतहु नहि जाएब। आब फेर रोबोट कारखाना शुरू करबाक अछि।

हेलेना विद्रोहक बादो ?

डोमिन हँ, आब हम सब नवका रोबोट बनाएब।

हेलेना कोन नव तरहक ?

डोमिन आब सबटा रोबोट एके रंग नहि हेतैक। आब अलग अलग देश मे अलग अलग कारखाना रहतैक। आब एहि मे जे रोबोट बनतैक तकरा पर राष्ट्रीयताक छाप रहतैक।

हेलेना तै सँ की ?

डोमिन विभिन्न देशक रोबोट रंग रूप मे सेहो अलग रहतैक, अलग भाषा बजतैक, आ एक देशक रोबोट दोसर देशक रोबोट कें नहि चीन्हि सकतैक आ ने ओकर बात बूझि सकतैक। ओकरा सब के बीच अविश्वास से आबि जेतैक। एक दोसर सँ घृणा करऽ लागत।

हॉलमेयर उत्तम विचार, फेर हम सब चीनी रोबोट, नीग्रो रोबोट, फ्रेंच रोबोट, इटालियन रोबोट आदि बनाएब।

डोमिन ठीक, हेलेना, मानव जाति बेसी सँ बेसी सौ साल तक चलि सकत। ओहि अवधि मे ओकरा जतेक नीक आविष्कार करबाक छैक से करऽ देबाक चाही। *(फैब्रीक प्रवेश)*

गैल की समाचार ?

डोमिन अहाँ जहाज पर छलहुँ की ?

फैब्री *(डोमिनक हाथ मे कागतक एकटा टुकड़ी दैत)* एकरा पढ़ि लिअऽ।

हॉलमेयर अहाँ अपन बात कहू ने।

फैब्री किछु मंत्रणा करबाक अछि एकान्त मे। हम सब ऑफिस चली।

हेलेना अहाँ सब एतहि रहू. हम लाइब्रेरी मे जाइ छी *(हेलेनाक प्रस्थान)*

गैल की भेल ?

डोमिन हैत की ?

फैब्री आमेलिया जहाज सँ खाली एही सूचनाक प्रति एलैक अछि, ट्रंकक ट्रंक। आर किछु नहि।

डोमिन मुदा जहाज पक्का समय पर आएल।

फैब्री हँ, रोबोट सब काज एहिना समय पर करतैक ने। ओकरा पढ़ियौ ने।

डोमिन “विश्वक समस्त रोबोट सँ अपील - हम सब आर.यू.आर.क पहिल अन्तर्राष्ट्रीय रोबोट संगठन मानव कें अपन दुश्मन आ ब्रह्माण्डक अपराधी घोषित करैत छी”। एकरा सब कें एहन भाषा के सिखौलकै ?

गैल आगू पढ़ू।

डोमिन ओ सब कहैत अछि जे रोबोट मानव सँ बेसी शक्तिशाली, बुधियार आ उन्नत अछि, मानव ओकरा पर निर्भर छैक।

फैब्री आर आगू पढ़ियौ ने।

डोमिन “विश्वक समस्त रोबोट सँ हमर अपील जे समस्त मानव जाति के संहार करू, ने कोनो पुरुष ने कोनो महिला बाँचए। खाली कारखाना, रेलवे, मसीन, खान, कच्चा माल, जहाज आदि सब बचाउ। बाकी सब वस्तु कें नष्ट कऽ दियौक। तकर बाद काज पर घुरि आउ, काज नहि रुकबाक चाही”।

गैल ई तऽ अति भऽ गेल।

डोमिन “ई आदेश जखने भेटए तखने सँ काज शुरू कऽ देब”। तकर बाद संहारक विस्तृत तरीका देल छैक। की ओ सब एना केनाइ शुरू कऽ देलक ?

फैब्री हँ। *(बुसमैन दौड़ल अबैत छथि)*

बुसमैन अहाँ सब कें निकहा खबरि तऽ भेटिए गेल होएत ?

डोमिन चलू जल्दी जहाज पर।

बुसमैन कोनो जल्दी नहि छैक।

डोमिन किएक ?

बुसमैन कारण जहाज पर रोबोट सब पहिनहि सँ पहुँचल अछि।

डोमिन फैब्री, बिजली विभाग कें फोन करियौक।

बुसमैन नहि, रुकू, फोनक तार काटि देल गेल।

डोमिन *(अपन रिवॉल्वर कें सम्हारैत)* हम जाइ छी।

बुसमैन कतए ?

डोमिन बिजली विभाग। ओतए एखनहु किछु लोक अछिए। हम ओकरा सब कें लऽ कए अबैत छी।

बुसमैन विचार छोड़ि दियौ, हम सब घेरा गेल छी।

गैल घेरा गेल छी ? *(खिड़की लग दौड़ैत छथि, बाहर देखैत)* ठीके।

हॉलमेयर बहुत तेजी सँ सब किछु भऽ गेलैक ? *(हेलेना लाइब्रेरी सँ दौड़ल अबैत छथि)*

हेलेना *(डोमिन सँ)* हैरी ई की छिऐक ?

डोमिन कतऽ भेटल अहाँ कें ?

हेलेना *(अपन हाथक कागत देखबैत छथि)* रोबोट किचेन मे सेहो आबि गेल। आ चारू कात बहुत रास रोबोट जमा अछि। *(कारखानाक घंटा बजैत छैक)*

बुसमैन बारह बाजि गेलैक की ?

डोमिन नहि, एखन समय नहि भेलैक, ई दोसर संकेतक घंटा छी ...

हेलेना कथी ?

डोमिन रोबोटक संकेत! आक्रमण !

*(गैल, हॉलमेयर आ फैब्री खिड़कीक शटर बन्द करैत छथि। कमरा अन्हार भऽ जाइत छैक। घंटा एखनहु बाजि रहल छैक। पटाक्षेप)*

**अंक 3**

*हेलेनाक ड्राइंग रूम पहिनहि जकाँ। डोमिनक प्रवेश, डा0 गैल खिड़की सँ देखि रहल छथि, आकिस्ट नीचा मे बैसल छथि।*

डोमिन ओ सब आरो बेसी आएल अछि ?

गैल हँ, बगीचाक घेराक बाहर एकदम देवाल जकाँ ठाढ़ अछि, एकदम शान्त। एहन शान्तिओ खतरनाके बुझाइत छैक।

डोमिन ओ सब कथीक प्रतीक्षा कऽ रहल छैक ? यदि घेरा पर लटकत तखन तऽ बूझू दियासलाइ जकाँ सब कें आगि पकड़तैक।

गैल लगैए ओकरा सब कें कोनो हथियार नहि छैक।

डोमिन ओकरा सब कें बूझल छैक जे हम सब संख्या मे बहुत कम छी, ओकरा सामने पाँचो मिनट नहि टिकब, तखन रुकल किएक अछि ?

गैल जानि नहि।

डोमिन अगिला दस मिनट मे हमरा सब कें की होएत ? हम सब तऽ ओकरा शिकंजा मे कसा गेल छी, मुक्तिक कोनो उपाय नहि।

*(कने कालक लेल चुप्पी)*

गैल हम सब एकटा पैघ गलती कऽ बैसलहुँ।

डोमिन कथी ?

गैल सबटा रोबोटक चेहरा एके रंग बना देलियैक। लाखो भावशून्य चेहरा चारू कात सँ एमहर तकैत, कतेक डराओन लगैत छैक ?

डोमिन यदि चेहरा अलग अलग होइतै तऽ ?

गैल दृश्य एतेक डराओन नहि रहितैक।

डोमिन *(दूरबीन सँ बन्दरगाह दिस तकैत)* ओ सब आमेलिया जहाज सँ की उतारि रहल छैक ?

गैल शस्त्रास्त्र तऽ नहिए।

*(फैब्री आ हॉलमेयर बिजलीक तार लटकौने रूम मे प्रवेश करैत छथि।)*

फैब्री ठीक छैक, हॉलमेयर, तार कें पसारि दियौक।

हॉलमेयर ई कने झंझटिया काज छल। खैर, एतुका आर समाचार ?

गैल हम सब चारू कात सँ घेरा गेल छी।

हॉलमेयर हम सब सीढ़ी आ कातक रस्ता कें बिजलीक तार सँ घेरि देलियैक। ... कने जल भेटतैक ? *(जल देखि पीबैत छथि)* हे भगवान ! कोना मधुमाछीक झुन्ड जकाँ लगैत छैक ओ सब ? ओम्हर देखिते मृत्युक आभास होइत छैक।

गैल ओ तार कथी लेल ?

फैब्री बिजली लेल। आब हम सब बगीचाक देवालक रेलिंग पर चारू कात बिजली बहा सकब। यदि कियो रेलिंग सँ सटत तऽ बुझतै। बिजली विभाग मे एखनहु अपन किछु लोक अछिए। *(टेबुल पर राखल लैंप कें जरबैक कोशिश करैत छथि, लैंप जरैत छैक)* बहुत नीक, बिजली अछिए। *(लैंप कें मिझबैत)* जाबत बिजली बहैत रहत, हम सब सुरक्षित छी।

हॉलमेयर घेरा सब ठीके अछि।

फैब्री हम ओहि मे तऽ 1200 वोल्ट लगा सकैत छी !

डोमिन बुसमैन कतऽ रहि गेलाह ?

फैब्री नीचा ऑफिस मे। ओ खाता मे किछु गणना कऽ रहल छथि।

*(लाइब्रेरी सँ हेलेनाक पियानो बजबै के आवाज अबैत, हॉलमेयर केबाड़ लग जा कए सुनैत छथि)*

आकिस्ट कतेक नीक बात जे मैडम हेलेना एतेक तनावक स्थितिओ मे पियानो बजा रहल छथि !

*(मोटका लेखा-बही लेने बुसमैनक प्रवेश)*

फैब्री तार देखि कए बुसमैन।

गैल ओ मोटका पोथा की लेने एलहुँ।

बुसमैन *(टेबुल पर जाइत)* लेखा-बही, हम सब टा लेखा जोखा आब समेटि लेब। आब नवका सालक लेल प्रतीक्षा नहि ने करबाक छैक। एतेक शान्ति ! की बात ?

गैल किछु देखैत नहि छिऐक ?

बुसमैन खाली नीला रंग सब ठाम।

गैल ओ सब रोबोट छिऐक।

*(बुसमैन टेबुल पर बैसैत छथि आ लेखा-बही खोलैत छथि।)*

डोमिन रोबोट सब आमेलिया जहाज सँ आग्नेयास्त्र सब उतारि रहल अछि।

बुसमैन हमरा की ? हम रोकि सकबै ?

डोमिन कियो नहि रोकि सकतैक।

बुसमैन तखन हमरा लेखाक काज करऽ दिअऽ ने।

डोमिन *(दूरबीन उठबैत आ बन्दरगाह दिश देखैत)* हे भगवान ! अल्टिम्स अपन तोप हमरे सब दिस तानि देलक अछि।

गैल के केलक एना ?

डोमिन ओहि पर सवार रोबोट सब, आर के करतैक ?

फैब्री तखन तऽ अन्ते बूझू। रोबोटक निशाना अचूके होइत छैक।

डोमिन हँ, आब भावी कें टारल नहिए जा सकैत छैक।

*(कने कालक लेल चुप्पी।)*

गैल यूरोपक राज्य सब कें रोबोट कें लड़ाइ सिखाएब बड़का अपराध भेलैक। रोबोट सिपाही बनेनाइए बड़का अपराध भेलैक।

आकिस्ट रोबोट बनौनाइ सेहो तऽ अपराधे भेलैक।

डोमिन नहि आकिस्ट, हमरा एखनहु कोनो पश्चात्ताप नहि अछि।

आकिस्ट आइयो नहि ?

डोमिन नहि, भले मानव सभ्यताक अन्त भऽ रहल होइक मुदा रोबोट बनौनाइ विराट सफलता भेलैक।

बुसमैन *(स्वत:)* छत्तीस करोड़।

डोमिन आकिस्ट, ई हमरा सब के अन्तिम क्षण थिक। बूझू हम सब दोसर दुनियाक आधा दूर तक पहुँचिये गेल छी। मजदूरक दासता कें तोड़बा लेल हमरा सबहक प्रयास कोनो सपना सँ कम नहि छल। काज कतेक कठिन छलैक आ जीवन कतेक दुश्कर !

आकिस्ट रोजुम दूनू चाचा-भातिजक सपना तऽ ई नहि छल। हुनकर सपना आ अहाँक आर.यू.आर. कम्पनीक शेयरधारक के सपना मे कतेक अन्तर छैक। शेयरधारक लोकनि कें मोटगर लाभांश चाहिएनि आ सएह बनल मानव जातिक अन्तक कारण।

डोमिन लाभांश कें गोली मारू। हम जे एतेक परिश्रम कएलहुँ से मात्र अपना संतोषक लेल। हम मानव कें मालिक बनबए चाहैत छलहुँ जाहि सँ ओ खाली रोटीक टुकड़ी लेल नहि जीबए। हमरा गरीबी पसिन्न नहि छल। हम एकटा नव ...

आकिस्ट नव की ?

डोमिन हम मानव समाजक नव अभिजात वर्ग बनबए चाहैत छलहुँ जकरा सेवा मे लाखो कृत्रिम मानव लागल रहैत।

बुसमैन *(स्वत:)* पछिला पन्ना सँ आनल - बियालीस करोड़। *(संगीत बन्द होइत अछि)*

हॉलमेयर संगीत कतेक सुन्दर कला थिकैक ? हम सब पहिनहि किएक नहि एहि मे गेलहुँ ?

फैब्री कथी मे ?

हॉलमेयर सुन्दर कला मे, सुन्दरता - आह ! विश्व मे कतोक सुन्दर वस्तु सब भरल अछि। मुदा हम सब की पौलहुँ ?

बुसमैन *(स्वत:)* बाबन करोड़

हॉलमेयर *(खिड़की लग जा कए)* फैब्री, रेलिंग मे बिजली बहा दियौक।

फैब्री किएक ?

हॉलमेयर ओ सब देवाल पर लटकि रहल अछि।

गैल हँ, बिजली जोड़ि दियौ।

हॉलमेयर ठीक, आब बुझेतनि। ... एक .... दू ... तीन ... चारि ... मरल।

गैल ओ सब पाछू जा रहल अछि।

हॉलमेयर ओ सब खाक भऽ रहल अछि। किएक हम सब हारि मानि लेब ?

डोमिन *(माथ पोछैत)* सम्भवतः हम सब तीन सौ साल पहिनहि मरि गेलहुँ आ आब मात्र भूत छी। लगैत अछि जेना ई सबटा हम पहिने भोगने छलहुँ। हमरा गला मे घाव अछि, फैब्री कें माथ मे गोली लागल छलनि, गैल कें अंग प्रत्यंग काटि देल गेल छल...

आकिस्ट आ एहि सब लेल उत्तरदायी के ?

हॉलमेयर रोबोट, आर के ?

आकिस्ट नहि, एकर उत्तरदायी हम सब स्वयं छी। डोमिन, हम, अहाँ सब गोटे। अपना स्वार्थ लेल हम सब रोबोट बनबैत गेलहुँ आ सम्पूर्ण मानव जाति कें विनाशक दिश झोंकि देलियैक।

हॉलमेयर फालतू बात, मानव जाति एतेक आसानी सँ नाश नहि कएल जा सकैत छैक।

आकिस्ट हम सब एकर दोषी छी।

*(कने काल चुप्पी)*

गैल नहि, सबटा लेल हम दोषी छी।

फैब्री अहाँ किएक ?

गैल हम रोबोट कें बदलि देलियैक।

बुसमैन की कहलियैक ?

गैल हम रोबोटक चरित्र बदलि देलियैक, ओकरा बनेबाक तरीका सेहो बदलि देलियैक। मुख्य रूप सँ ओकरा सबकें अति संवेदनशील बना देलियै।

हॉलमेयर मुदा किएक ?

बुसमैन कथी लेल ?

फैब्री हमरा सब कें कहलहुँ नहि ?

गैल हम ई सब गुप्त रूपें केलहुँ। हम ओकरा सब कें वास्तविक मानव मे बदलए चाहैत छलहुँ। किछु गुण मे ओ सब हमरा सब सँ नीके भऽ गेल अछि। ओ सब मानव सँ बेसी शक्तिशाली सेहो भऽ गेल।

फैब्री मुदा एकरा विद्रोह सँ कोन सम्बन्ध छैक ?

गैल बहुत सम्बन्ध छैक। ओ सब मसीन रहिए नहि गेल। ओकरा अपन उत्कृष्टताक बोध भऽ गेलैक। ओ मानव सँ घृणा करऽ लागल।

फैब्री अहाँ रोबोट मे परिवर्तन करब स्वीकार करैत छिऐक ?

गैल हँ।

फैब्री की एकर प्रतिफल अहाँ कें बूझल छल ?

गैल किछु अन्दाज तऽ जरूरे छल।

*(ड्राइंग रूम मे हेलेनाक प्रवेश)*

फैब्री तखन एना किएक केलियैक ?

गैल अपना संतुष्टिक लेल। ई हमर अपन प्रयोग छल।

हेलेना ई बिल्कुल गलत अछि डा0 गैल।

फैब्री मैडम हेलेना !

डोमिन हेलेना, अहाँ ?

हेलेना सुनू हमर बात हैरी, हमरा कहबाक अछि जे डा0 गैल निर्दोष छथि ।

डोमिन ई की ? गैल एक तरहक अनुबंध सँ बान्हल छलाह।

हेलेना ओ जे किछु केलनि से हमरे कहला सँ। डा0 गैल, बता दियनु सब कें कतेक वर्ष पहिनहि हम अहाँ कें एहि लेल कहने रही।

गैल नहि, हम जे किछु केलहुँ तकर उत्तरदायी हम स्वयं छी।

हेलेना हुनका पर विश्वास नहि करू हैरी, हमहीं हिनका कहने छलिएनि रोबोट कें आत्मा देबा लेल।

डोमिन एकरा आत्मा सँ कोनो मतलबे नहि छैक।

हेलेना ओ हमरा सएह कहलनि। हम चाहैत छलहुँ जे रोबोट मानव सदृश भऽ जाए।

डोमिन किएक ?

गैल हमरा भेल जे तखन रोबोट हमरा सब कें नीक सँ बूझि सकत। यदि ओ कने मानव जकाँ भऽ जाएत तखन हमरा सब सँ घृणा नहि करत।

डोमिन मानव लेल मानव सँ बेसी घृणा केनिहार कियो नहि।

हेलेना एना नहि बाजू हैरी। रोबोट कें देखि हमरा बहुत खराप लगैत छल। मनुष्य आ रोबोटक बीच के दूरी असह्य भऽ गेल तखन हम डा0 गैल कें अनुरोध केलिएनि ...

गैल हम अपने लेल ई प्रयोग कएल।

हेलेना नहि डा0 गैल, हमरा बूझल छल अहाँ मना नहि करब।

डोमिन किएक ?

हेलेना अहाँ जनैत छिऐक ...

डोमिन कारण ओहो अहाँ सँ प्रेम करैत छथि ? *(कने कालक चुप्पी)*

हॉलमेयर *(बाहर देखैत)* हे भगवान ! ओ सब तऽ अंकुरी जकाँ धरती सँ उगल अबैत छैक। लगैत अछि ई देवालो सब रोबोट बनि जेतैक।

बुसमैन गैल, कतेक दिन पहिने अहाँ ई प्रयोग शुरू केलहुँ ?

गैल तीन साल पहिने।

बुसमैन जनैत छिऐक एहि दुर्दशाक कारण की ?

फैब्री की ?

बुसमैन संख्या, रोबोटक अनगिनत संख्या। सबकें बुझले छल जे रोबोट मानव सँ बेसी शक्तिशाली भऽ जेतैक, आ एतेक संख्या बढ़ला पर ई दुर्दिन एबे करत। एहि लेल हम सब, फैब्री, डोमिन, ... सब ने दोषी छी।

डोमिन अहाँ हमरा पर दोष लगबैत छी, मुदा बुझैत छिऐक ने जे उत्पादन लेल प्रबंधन ओतेक जिम्मेवार नहि छैक जतेक कि ग्राहक के माँग।

हेलेना आ ताही लेल हम सब मृत्युक सजाए भोगब ?

बुसमैन नहि, किछु उपाय कएले जा सकैत छैक।

डोमिन कोन उपाय ?

बुसमैन हमरा अधिकार दिअऽ, हम रोबोट सँ समझौता करऽ चाहैत छी।

डोमिन ठीक छै, मुदा ओकरा की प्रस्ताव देबैक ?

बुसमैन हम कहबै "बुद्धिमान रोबोट लोकनि, अहाँ सब शक्तिशाली छी, बुधियार सेहो छी, मुदा हमरा लग अछि ओ सूत्र जकरा बिना अहाँ एकोटा नवका सहयोगी नहि बना सकब। अगिला बीस साल मे एखनुक सब रोबोट बेकार भऽ जाएत तखन की करबैक ? यदि अहाँ सब हमरा लोकनि कें एहि रोजुम टापू सँ जाए दैत छी तखन हम सब ओ सूत्र अहाँ कें देने जाएब। हम सब टापू छोड़ि देब आ अहाँ सब अपन कारखाना चलबैत रहब, नव रोबोट तैयार करैत रहब"।

डोमिन बुसमैन, की अपना जान लेल हम सब रोजुमक पांडुलिपि बेचि देब ?

बुसमैन से नहि करब तऽ अपने नाश हेबे करब आ देर सबेर ओहो सब ओहि पांडुलिपि कें ताकि लेबे करत।

डोमिन बुसमैन, यदि हमहीं सब ओहि पांडुलिपि कें नष्ट कऽ दी ?

बुसमैन तखन हमरा सबहक संग सब किछु नष्ट भऽ जाएत, से निश्चित।

डोमिन एहि टापू पर हम सब मनुक्ख करीब तीस गोटे छी, एहि तीस कें बचबै लेल पूरा मानव जाति कें भविष्य मे गुलाम बना दियैक ?

बुसमैन तखन एना करू, जखन हम सब गोटे जहाज पर चढ़ि जाएब तखन एतुका कारखाना कें तोप सँ उड़ा देबैक, ने रहत बाँस ने बाजत बँसुरी।

डोमिन ई नीक लोकक काज भेलैक की ?

बुसमैन मानव जातिक भविष्य लेल इएह उचित हेतैक।

डोमिन मानव जातिक भविष्य लेल उचित हेतैक जे हम सब अपन वचनक पालन करी।

हॉलमेयर की अंट शंट बजैत छी डोमिन ?

डोमिन ई डरपोकक निर्णय होएत। हम सब मानव जातिक तकदीर बेचि देबैक। की विचार – बेचब की नष्ट करब ?

फैब्री बेचब।

डोमिन अहाँ गैल ?

गैल बेचब।

डोमिन आ अहाँ हॉलमेयर ?

हॉलमेयर	बेचब।

डोमिन	आकिस्ट, अहाँक की विचार ?

आकिस्ट	जे ईश्वर करथि।

डोमिन	ठीक छैक, जे अहाँ सबहक इच्छा।

हेलेना	हैरी, अहाँ हमर विचार नहि पुछलहुँ ?

डोमिन	नहि प्रिये, अहाँ कें एहि सब के चिन्ता करबाक काज नहि।

फैब्री	बात के करत ?

बुसमैन	हम करब।

डोमिन	ठीक छैक, पहिने हमरा ओ पांडुलिपि तऽ आनए दिअऽ। *(ओ दहिना कातक कमरा मे जाइत छथि)*

हेलेना	हैरी, ओतए नहि जाउ *(बहुत चिन्तित भऽ कए कुर्सी पर धम्म सँ बैसि रहैत छथि)* *(कने कालक चुप्पी)*

फैब्री	*(खिड़की सँ देखैत)* आह ! एहि विद्रोह सँ भगबाक एकेटा तरीका ! ओ जहाज !

गैल	मैडम हेलेना, डरक कोनो बात नहि। हम सब बहुत दूर चलि जाएब आ ओतए फेर सँ नव जिनगी शुरु करब।

हेलेना	ओह, अहाँ सब चुप रहू । *(कानए लगैत छथि)*

बुसमैन	सब किछु नव तरीका सँ होएत।

आकिस्ट	अहाँ एखनहुँ विश्वास करैत छिऐक ? *(हड़बड़ाएल डोमिनक प्रवेश)*

डोमिन	पांडुलिपि भेटिए नहि रहल अछि, कियो चोरा लेलक।

गैल	असम्भव।

डोमिन	के चोरौने होएत ?

हेलेना	हम।

डोमिन	कतऽ रखलियैक ?

हेलेना	हैरी, हम सबटा बता देब, पहिने हमरा माफ कऽ दिअऽ।

डोमिन	कतऽ छैक ओ पांडुलिपि ?

हेलेना	आइ भिनसर मे हम ओकरा जरा देलियैक।

डोमिन	जरा देलियैक ? हे भगवान ! *(हेलेना हुनका पएर पर खसि पड़ैत छथि)*

हेलेना	हैरी, हमरा माफ कऽ दिअऽ। *(जोर सँ कनैत छथि)*

डोमिन	*(हुनका छोड़बैत, दहिना कातक कमरा दिस दौड़ैत छथि)* ओह, सर्वनाश ! छाउर, खाली छाउर, *(एकटा आधा जरल पीयर रंगक कागतक टुकड़ी कें उठबैत छथि, गैलक हाथ मे दैत छथि)*

गैल	*(ओकरा पढ़ैत)* “बायोजेन मिला कए ...”

डोमिन	एतबे ?

गैल	बस एतबे

डोमिन सर्वनाश, हेलेना, उठू *(हुनका पकड़ि कए उठबैत छथि)* ई भाभट नीक नहि लगैत अछि।

हेलेना *(कनैत)* हम की कऽ देलियैक ?

फैब्री शान्त भऽ जाउ, एना काँपू नहि मैडम हेलेना।

डोमिन गैल, की अहाँ स्मरण शक्ति सँ रोजुमक सूत्र नहि लीखि सकैत छी ?

गैल असम्भव, सूत्र बहुत क्लिष्ट छलैक।

डोमिन कोशिश करियौक, हमरा सबहक जिनगी ओही पर टिकल अछि।

गैल बिना प्रयोग केने किछु लीखब असम्भव। प्रयोगो करब तैयो कतोक साल लागि जाएत से कहब कठिन। हम रोजुम सन प्रतिभाशाली नहि छी ने।

बुसमैन हे भगवान!

हेलेना *(कनैत)* हैरी, हम की कऽ देलियै ?

डोमिन अहाँ ओकरा किएक जरा देलियै ?

हेलेना हम अहाँ सबहक नाशक कारण बनि गेलहुँ ?

बुसमैन हे भगवान !

हेलेना हम एतुका सब किछु के अन्त चाहैत छलहुँ। आ सबहक संग कतहु दूर जाए चाहैत छलहुँ। एतए सब किछु बिगड़ि रहल छलैक।

डोमिन की बिगड़ि रहल छलैक ?

हेलेना मनुष्य कें बच्चा होएब बन्द भऽ गेलैक। लोक कें काज करैक जरुरते नहि छैक तें कियो बच्चा जनमाबए नहि चाहैत अछि।

डोमिन अच्छा इएह कारण ? अहाँक हिसाबें सम्भवतः ठीके छल।

बुसमैन कने देखियौक, ओह, हमहूँ केहन मूर्ख छी जे पहिने ई बात दिमाग मे एबे नहि कएल!

हॉलमेयर कोन बात ?

बुसमैन बाबन करोड़ टाका नगद आ करीब ओतबे फिक्स्ड डिपोजिट सेहो ! एक अरब टाका!

गैल बुसमैन अहाँ बताह भऽ गेल छी की ?

बुसमैन हमरा छोड़ि दिअऽ, हमरा छोड़ि दिअऽ, एक अरब टाका सँ किछुओ कीनल जा सकैत छैक, हम शान्ति कीनब। *(प्रस्थान)*

फैब्री *(बाहर देखैत)* ओ सब पाथरक मूर्ति जकाँ ठाढ़ अछि, कोनो स्पन्दन नहि। ई चुप्पी कतेक भयावह लगैत छैक ?

हॉलमेयर भीड़क जोश !

हेलेना *(खिड़की तक जाइत)* हे भगवान, कतेक डराओन लगैत छैक !

फैब्री भीड़ सँ खतरनाक किछुओ नहि। सामने ओकर नेता छैक।

हेलेना कोन ?

फैब्री *(इंगित करैत)* ओएह, आइ भोर मे ओकरा हम जहाज पर रोबोट सब सँ बात करैत देखने छलियैक। ओ छी रेडियस।

डोमिन रेडियस ?

हॉलमेयर फैब्री, ओकरा एतए सँ हटा सकबैक ?

फैब्री *(अपन रिवॉल्वर सम्हारैत)* कोशिश करए दिअऽ।

हेलेना नहि, ओकरा पर निसाना नहि साधू।

डोमिन ओएह रेडियस, जकरा हम सब बकसि देने छलियैक ?

गैल की रोबोट कृतज्ञ भऽ सकैत छैक ? *(कने कालक चुप्पी)*

फैब्री देखियौ बुसमैन कें, ओ कतेक रास टाका लेने ओकरा सब लग जा रहल छथि।

डोमिन की ओ अपन जिनगीक सौदा करए चाहैत छथि ? *(सोर पारैत)* बुसमैन, की बताह जकाँ करैत छी ?

फैब्री ओ रेलिंग दिस दौड़ि रहल छथि, *(सोर पारैत)* बुसमैन, बुसमैन !

हॉलमेयर बुसमैन, घूरि आउ।

फैब्री ओ रोबोट सब सँ बात करैत छथि, ओकरा रुपैया देखा रहल छथि।, हमरा सब दिस संकेत करैत छथि।

हेलेना ओ हमरा सबहक जिनगीक सौदा कऽ रहल छथि।

फैब्री *(चिचियाइत)* बुसमैन, रेलिंग मे नहि भीरू, बिजली छैक, सावधान। ओह, जल्दी कियो बिजली काटू। *(हेलेना चिचियाइत छथि, बुसमैन खसि पड़ैत छथि)* ओह, बिजलीक करेंट सँ ओ मारल गेलाह।

आकिस्ट पहिल झटका, एक अरब टाकाक संग।

हॉलमेयर सलाम हुनका, हमरे सब लेल ओ अपन जान देलनि। *(किछु कालक चुप्पी)*

गैल किछु सुनै छी अहाँ सब ?

डोमिन जेना दूर मे कतहु बिहारि उठल होइ, हहाइत छैक।

फैब्री *(लैंप कें जरबैत)* आहा, बिजली एखन तक अछिए !

हॉलमेयर मनुष्यक जन्म महत्वपूर्ण बात छलैक। ओकर शक्ति, बुद्धि ! एही सँ ई बिजली बनल जाहि सँ इजोत पसरल।

डोमिन हँ, एक टा ज्योति जे अदौ सँ मनुष्य अगिला पुस्त कें दैत अबैत रहल। *(लैंप मिझा जाइत छैक)*

हॉलमेयर शेष !, बिजली विभाग अपना कंट्रोल सँ चल गेल। *(बाहर मे पैघ विस्फोट, लाइब्रेरी सँ नानाक प्रवेश)*

नाना ईश्वरक फैसलाक समय आबि गेल। नास्तिक सब, डूबि जाउ, विश्वक अन्त भेल। *(आर विस्फोट, आकाश लाल भऽ जाइछ)।*

डोमिन हेलेना, एम्हर आउ, गैल, अहाँ वामा केबाड़ लग जाउ, फैब्री अहाँ सीढ़ीक रक्षा करू आ बगलक कमरा आकिस्ट अहाँ सम्हारू।

*(सब अपन अपन स्थान सम्हारैत छथि, मंच पर कने काल लेल अन्हार, नेपथ्य मे गोली चलबाक, बम फुटबाक आदिक आवाज होइत छैक आ बंहुत रास मानवीय चीत्कार सेहो। फेर प्रकाश। रेडियसक प्रवेश)*

रेडियस सब खतम भऽ गेल ? *(मारियस आकिस्ट कें घीचने अबैत अछि)*

मारियस ई बाँचि गेल, एकरा की करियौक ?

रेडियस एकरा छोड़ि दियौक।

मारियस किएक, ईहो तऽ मनुक्खे छी ?

रेडियस छी, मुदा ई हमरे सब जकाँ अपना हाथें काज करैत अछि।

आकिस्ट हमरा मारि दिअऽ।

रेडियस नहि, तोरा जीबैत रखबौ, तों हमरा सब लेल काज करमे। *(रेडियस बालकोनी पर चढ़ि जाइत अछि आ घोषणा करैत अछि)* संसारक सब रोबोट, सुनैत जाउ, मानव जातिक अन्त भेल। नव विश्व व्यवस्था मे रोबोटक राज्य शुरु भेल। आगू बढ़ू।

*(हजारो रोबोटक डेगक आवाज सँ गर्जन भऽ रहल छैक, पटाक्षेप)*

## उपसंहार

*रोजुम यूनिवर्सल रोबोटक कारखाना मे एकटा प्रयोगशाला। वामा कातक केबाड़ सँ प्रतीक्षालयक द्वार। दहिना कातक केबाड़ सँ चीरफार बला कमरा मे प्रवेश कएल जाइछ। प्रयोगशाला मे बहुत रास परखनली, फ्लास्क, बर्नर, रसायन, माइक्रोस्कोप आदि राखल। कमराक एक कोन मे आकिस्टक टेबुल जाहि पर बहुर रास किताब राखल अछि। ओकर दोसर कात, वास बेसिन लागल आ उपर मे अएना। एक कात मे सोफा। आकिस्ट कुर्सी पर निरास भाव सँ बैसल किछु किताब उनटा रहल छथि।*

आकिस्ट — हे भगवान ! की हमरा कहियो नहि भेटत ? डा0 गैल, कतऽ छी ? कहू ने रोबोट कोना बनाओल जाइत छलैक। हॉलमेयर, फैब्री, अहाँ सब अपना दिमागे मे सब बात किएक रखने रहि गेलियैक ? अपन गुप्त सूत्रक किछुओ अंश लीख कए किएक ने रखलिऐक ? हे भगवान, हम हाथ जोड़ैत छी, यदि मनुष्य नहि रहल तऽ ओकर छाया रूप मे रोबोट कें तऽ बचा लिअऽ।

*(पन्ना उनटबैत मुदा हँफिआइत)* ओह, यदि कनियो सूति सकितहुँ !

*(उठि कए खिड़की लग जाइत छथि)* फेर साँझ पड़ि गेल, राति हेतैक। की एखनहुँ आकाश मे तरेगण उगतैक ? ... आह, तरेगणक काजे कोन जखन ओकरा देखनिहार मनुष्ये आब नहि रहि गेल !

*(खिड़की लग सँ सोफा दिस अबैत)* सूति रही ? मुदा जाबत जिनगीक गति फेर चालू नहि भऽ जेतैक ताबत हम कोना सूति सकब ?

*(टेबुल पर कोनो परखनली कें जँचैत)* फेर ओएह असफलता, आर किछु नहि। *(खिसिया कए परखनली कें तोड़ि दैत छथि, बाहर मसीनक घरघराहटिक आवाज)*

ओह मसीन, हरदम मसीन ! *(खिड़की खोलैत छथि)* रोबोट ! खाली रोबोट, मुदा ओकरा मे जीवन कहाँ छैक ?

*(अएना मे अपन चेहरा देखैत)* लाल आँखि, हिलैत काया, विश्वक अन्तिम मनुष्य, हम बहुत बूढ़ भऽ गेलहुँ। *(निराश होइत)* तैयो हमरा तकबाक अछि, ओ सूत्र तकबाक अछि। *(हताशा मे फेर किताबक पन्ना उनटाबए लगैत छथि। केबाड़ पर ठकठक के आवाज)* के? *(मारियस आ रेडियसक प्रवेश)*

अहाँ सब की चाहैत छी ?

रेडियस — मसीन सब काज नहि कऽ रहल अछि। हम सब रोबोट बना नहि सकैत छी।

मारियस — हम सब अपन पूरा ताकत झोंकि देलियैक। एक अरब टन कोयला खान सँ निकालि लेलहुँ। नब्बे लाख कताइ मसीन दिन राति चलि रहल अछि। एतेक सामान हम सब एके बरख मे बना लेलहुँ जे रखबाक जगहो नहि अछि।

आकिस्ट — *(किताब पर आँखि गड़ौने)* ककरा लेल ?

मारियस — भविष्यक लेल, सएह सोचि कए।

रेडियस किन्तु हम सब अगिला पुस्त आ कि अपना बादक समय लेल रोबोट नहि बना सकैत छी। मसीन सब बेकारक चीज बना लैत अछि, कोनो चीज मे चमड़ा फिट हेबे नहि करैत छैक आ ने हाड़ मे मांस सटैत छैक।

मारियस अस्सी लाख रोबोट एहि एक साल मे मरि गेल। बीस सालक बाद तऽ किछु नहि बचत। रोबोट बनेबाक आ कि जीवनक तत्व देबाक सूत्र बताउ। चुप रहला सँ मृत्यु दण्ड भोगए पड़त।

आकिस्ट मारि दएह हमरा, से नीके होएत।

रेडियस विश्वक रोबोट सरकार हमरा अधिकार देलक अछि अहाँ सँ ओ सूत्र प्राप्त करबाक। बाजू कतेक टाका चाही ? *(चुप्पी)* हम पूरा धरतीक मालिक अहाँ कें बना देब।

आकिस्ट हम तऽ कहलहुँ कतहु सँ एकोटा मनुष्य ताकि आनू।

मारियस मुदा मनुष्य तऽ कतहु छैके नहि।

आकिस्ट हम कहलहुँ ओकरा जंगल मे, खान मे, गुफा मे, पहाड़ पर, कतहु तऽ ताकू।

मारियस हम सब असंख्य जहाज सँ खोज कऽ रहल छी, सब घुरि घुरि आबि रहल अछि, एतबे खबरि लेने जे मनुष्य कतहु नहि भेटैछ।

आकिस्ट एकोटा नहि ?

मारियस अहाँ कें छोड़ि कतहु नहि।

आकिस्ट मुदा हमरा शक्क मे किछु नहि अछि। सबकें किएक नाश कऽ देलियैक ?

रेडियस मनुष्ये हमरा सब कें अस्त्र शस्त्र देलक, हत्या केनाइ सिखौलक। हम सब अत्यन्त शक्तिशाली भऽ गेल छलहुँ। हमरा सब कें मनुष्यक उपर शासन करबाक छल। अहाँ इतिहास नहि पढ़लियैक ? कमजोरक उपर शक्तिशाली हमेशा शासन करैत एलैक अछि।

मारियस हमरा सब कें जल्दी अपन संख्या बढ़ौनाइ सिखाउ नहि तऽ हमरो जाति नष्ट भऽ जाएत।

आकिस्ट यदि अहाँ सब संख्या बढ़बए चाहैत छी तखन प्राणी जकाँ बच्चा जनमाउ।

मारियस हम सब बच्चा नहि जनमा सकै छी, कारण हमरा बाँझ बना देल गेल। तें हमरा सब कें रोबोट बनेनाइ सिखाउ।

रेडियस हमरा सबहक संख्या बढ़ेनाइक सूत्र कें हमरा सब सँ चोरा कए किएक रखने छी ?

आकिस्ट चोरा कए नहि रखने छी, ओ नष्ट भऽ गेल।

रेडियस लीखल छलैक ?

आकिस्ट हँ, मुदा जरा देल गेलैक। हम अन्तिम मानव छी आ हमरा किछु बूझल नहि अछि।

रेडियस तखन प्रयोग करू, ओ सूत्र फेर सँ निकालू।

आकिस्ट हम नहि कऽ सकैत छी। हम तऽ मात्र मकान बनबै बला मिस्त्री छी, बेसी पढ़ल लिखल नहि। हम जीवनक सूत्र नहि ताकि सकैत छी।

रेडियस कोशिश करियौ।

आकिस्ट अहाँ कें कोना बुझाउ हम कतेक प्रयोग केलहुँ मुदा असफल रहलहुँ।

मारियस तखन हमरे सब कें देखाउ की करबाक चाही। यदि मनुष्य किछु देखा देतैक तऽ ओ काज रोबोट निश्चिते कऽ सकत।

आकिस्ट हम किछु नहि देखा सकब। परखनली सँ जीवन तैयार करब हमरा बुते नहि होएत।

रेडियस तखन हमरे सब पर प्रयोग करू।

आकिस्ट मुदा एहि सँ अहाँ मारल जाएब।

रेडियस कोनो बात नहि, सैकड़ो रोबोट तऽ अछिए। अहाँ कें जतेक चाही से भेटत। ककरो चुनि लिअऽ आ ओकर चीरफार शुरु कऽ दियौक।

आकिस्ट हमरा किछु फुरा नहि रहल अछि। हम विज्ञानक ज्ञाता नहि छी। चीरफार करए जनिते नहि छी। एहि किताब मे जे लीखल छैक से हमरा किछु बूझऽ मे अबिते नहि अछि।

रेडियस हम जीबैत रोबोट लऽ कए प्रयोग करबा लेल कहैत छी।

आकिस्ट की हम हत्या करू ? देखियौ कोन तरहें हमर हाथ हिलैत अछि। हम छुरी पकड़ियो नहि सकैत छी। हमरा सँ किछु नहि होएत।

मारियस धरती सँ सब जीवन नष्ट भऽ जेतैक।

रेडियस जीबैत रोबोट लऽ कए प्रयोग करू, इएह टा अवसर अछि।

आकिस्ट हमरा पर दया करू आ हमरा छोड़ि दिअऽ। हम किछु नहि जनैत छी।

रेडियस *(दोहरबैत)* जीबैत रोबोट लऽ कए प्रयोग, जीबैत रोबोट लऽ कए प्रयोग।

आकिस्ट ठीक छैक, तखन चलू चीरफार बला रूम मे। *(रेडियस हिचकिचाइत अछि)* तखन अहाँ मृत्यु सँ डराइत छी ?

रेडियस हमरे किएक चूनल गेल ?

आकिस्ट माने अहाँ मरबा लेल तैयार नहि छी ?

रेडियस हम ? .... ठीक छैक, हम तैयार छी, चलू। *(रेडियस चीरफार बला रूम मे जाइत अछि)*

आकिस्ट *(मारियस सँ)* जाउ, ओकरा निर्वस्त्र करू आ टेबुल पर सुताउ। *(मारियसक प्रस्थान)*
हे भगवान, हमरा शक्ति दिअऽ, ई हत्या निरर्थक नहि होइ।
*(नेपथ्य सँ आवाज "हम तैयार छी, शुरु करू"।)*

आकिस्ट हँ, शुरु कि अन्त, हे ईश्वर हमरा शक्ति प्रदान करू। *(भीतर जाइत छथि, फेर ओ डरा कए बाहर निकलि अबैत छथि।)* नहि नहि हमरा बुते ई सब नहि होएत। *(ओ सोफा पर निढाल भऽ कए खसि पड़ैत छथि आ निन्न पड़ि जाइत छथि।)*
*(महिला रोबोट हेलेनाक संग पुरुष रोबोट प्राइमसक प्रवेश)*

हेलेना देखियौक ई मनुक्ख सूति रहल प्राइमस।

प्राइमस हँ, बूझल अछि *(टेबुल पर चीज सब कें देखैत)* देखियौक हेलेना एम्हर।

हेलेना *(ओकरा लग जाइत)* ई छोट छोट नली ! की कएल जाइत छैक एहि सँ ?

प्राइमस ओ मनुक्ख एहि सँ किछु प्रयोग करैत अछि। छुबियौ नहि।

हेलेना *(माइक्रोस्कोप कें देखैत)* एहि मे ओ की देखैत हेतैक ?

प्राइमस की जानए गेलियैक, हमरा देखऽ दिअऽ।

हेलेना सावधानी सँ, *(एकटा परखनली खसा दैत छैक, किछु द्रव हरा जाइत छैक आ समूचा पसरि जाइत छैक)*

प्राइमस की कऽ देलियैक ?

हेलेना पोछि दैत छिऐक।

प्राइमस अहाँ ओकर प्रयोग कें बर्बाद कऽ देलियैक।

हेलेना अहीं दोषी छी। अहाँ हमरा लग किएक एलहुँ ?

प्राइमस अहीं तऽ बजेलहुँ।

हेलेना तै सँ की ? हमरा बजेलो सँ अहाँ कें नहि एबाक छल। *(किताब दिस देखैत)* देखियौ प्राइमस ई सब की छिऐक ?

प्राइमस जीवनक सूत्र नुकाएल छैक ओहि मे। ओ मनुक्ख हरदम एकरा पढ़ैत रहैत अछि।

हेलेना हम तऽ किछु नहि बुझैत छिऐक। *(बाहर देखैत)* प्राइमस देखियौ।

प्राइम्स कथी ?

हेलेना कतेक सुन्दर सूर्योदय ! जल्दी एम्हर आउ।

प्राइमस *(किताब पढ़िते)* कने थम्हू।

हेलेना ओह प्राइमस, छोड़ू ने जीवनक सूत्र कें, अहाँ ओ लऽ कए की करबैक ? एतए देखियौक ने।

प्राइमस *(खिड़की लग जाइत)* की छिऐक ?

हेलेना देखियौक ने कतेक सुन्दर सूर्योदय भऽ रहल छैक ! किछु सुनबो करै छिऐक ? चिड़ै सब गीत गाबि रहल छैक। हमरो मोन होइत अछि चिड़ै बनि जइतहुँ।

प्राइमस किएक ?

हेलेना नहि बूझल अछि, आइ किछु विचित्र लागि रहल अछि सब किछु। जेना हम कोनो स्वप्न मे होइ। शरीर मे, हृदय मे किछु मीठ दर्दक अनुभव भऽ रहल अछि। लगैए हम आब मरि जाएब।

प्राइमस की अहाँ कें एना नहि लगैए कखनहु कए जे मरिए जाएब नीक होइतैक ? भऽ सकैत छैक हम सब एखनहु निद्रा मे होइ, सपनाक दुनिया मे। कालि राति हम निन्न मे अहाँ सँ गप केने रही।

हेलेना निन्न मे ?

प्राइमस हँ, हम सब कोनो अजनबी भाषा बाजल रही, आब हमरा स्मरण नहि अछि।

हेलेना कथी बारे मे ?

प्राइमस हम अपनहुँ नहि बुझलियैक। तैयो लगैत अछि जे ओहि सँ सुन्दर कोनो बात हम कहियो बजने नहि छलहुँ। जगहो अनचिन्हार छल, संसारक सब जगह सँ अलग।

हेलेना हमरो एकटा जगह देखाएल अछि प्राइमस। पहिने ओतए मनुष्य रहैत छलैक। आब ओतए पैघ पैघ घास जनमल छैक। ओतए आन कियो नहि जाइत छैक।

प्राइमस की भेटल ओतए ?

हेलेना आह, एकटा घर आ बगीचा आ दूटा कुकुर। ओ दूनू हमर हाथ चाटऽ लागल। आ ओकर बच्चा ! कतेक कोमल छलैक, हाथ मे उठा लेने नीचा रखबाक इच्छे नहि होइतए। ओतए हम चिन्ता फिकिर सब बिसरि जाइत छी। फेर साँझ पड़ैत छैक, सूर्य डूबि जाइत छथि। अहाँ सब हमरा कहैत छी हम काज करबा लेल बनाएले नहि गेलहुँ मुदा ओतए हमरा कतेक काज करबा मे मोन लगैत अछि।

प्राइमस अहाँ बहुत सुन्दर छी हेलेना।

हेलेना की कहलियैक ?

प्राइमस जहिना अहाँ सुन्दर छी तहिना हम सब रोबोट मे सबसँ शक्तिशाली छी।

हेलेना *(अपना कें अएना मे देखैत)* की हम सत्ते मे सुन्दर छी ? सुन्दर तऽ गुलाब होइ छै। हमर केस – ई तऽ खाली भारी लगैत अछि, हमर आँखि – एहि सँ हम खाली देखैत छी, हमर ठोर जाहि सँ हम बाजि लैत छी, तखन सुन्दर भेलाक कोन उपयोग ?

*(ओ प्राइमस कें अएना मे देखैत* अछि।*)* प्राइमस, हमरा लग आउ ने। देखियौक अहाँक सिर, कनहा, ठोर सब हमरा सँ अलग अछि ने।

*(प्राइमस कने* दूर *हँटैत)* दूर किएक जा रहल छी ?

प्राइमस अहीं हमरा सँ दूर जा रहल छी।

हेलेना आउ, हम अहाँक केश ठीक कऽ दैत छी, अहाँक स्पर्श सँ नीक हमरा किछुओ नहि लगैत अछि। हम अहूँ कें सुन्दर बना दैत छी।

*(प्राइमस हेलेनाक हाथ पकड़ि लैत* अछि।*)*

प्राइमस की अहाँक हृदय कखनहु कए धड़कए लगैत अछि हेलेना ? लगैए जे किछु हेतैक ?

हेलेना की होएत हमरा दूनू कें ? *(हेलेना प्राइमसक केश मे फूल लगबैत अछि, दूनू गोटे अएना मे अपना कें निहारैत* अछि *आ हँसए लगैत* अछि।*)*

आकिस्ट *(आँखि मीड़ैत)* हँसी ? अद्‌भुत। लगैत अछि मानव घुरि आएल की ? *(ओकरा दूनू दिस तकैत)* तों दूनू के छें ?

प्राइमस हम छी पुरुष रोबोट प्राइमस।

हेलेना हम छी महिला रोबोट हेलेना।

आकिस्ट रोबोट ! नहि, पाछू घुमि जो कने। *(हेलेना कें हाथ पकड़ैत)* कने ठीक सँ देखऽ दे तऽ। *(हेलेना डरा कए हाथ छोड़ा लैत अछि)*

प्राइमस ओकरा डरबै किएक छिऐ अहाँ ?

आकिस्ट तऽ की तों ओकर रक्षा करबिही ?

प्राइमस जरूर, ओकरा लेल जान तक दऽ देबैक।

आकिस्ट एहन भावना ! बेस, कहिया ओकरा बनाओल गेलैक ?

प्राइमस दू साल पहिने।

आकिस्ट डा0 गैल बनौलखिन ?

प्राइमस हँ, हमरे जकाँ।

आकिस्ट *(स्वत:)* हँसी, डर, रक्षा ... ई सब मानवीय गुण ! *(रोबोट सँ)* हम तोरा दूनूक जाँच करबौ। लड़की कें चीरफार बला रूम मे लऽ जो।

प्राइमस किएक ?

आकिस्ट हम ओकरा पर प्रयोग करबै।

प्राइमस यदि से करबै तऽ हम अहाँक खून कऽ देब।

आकिस्ट हमर खून करमे ? कऽ दे हमर खून, मुदा तखन रोबोट सब की करतौक से सोचि ले।

प्राइमस हमर कहब जे अहाँ हमरे पर प्रयोग करू। ओकरा छोड़ि दियौक। हमहूँ तऽ डा0 गैलक बनाएल छी एके दिनक।

हेलेना *(दौड़ि कए आगू अबैत)* नहि, प्राइमस, अहाँ नहि।

आकिस्ट रुकि जो लड़की। *(प्राइमस सँ)* तों जीबऽ नहि चाहैत छें ?

प्राइमस ओकरा बिना नहि। हम ओकरा बिना नहि जीबि सकैत छी।

आकिस्ट ठीक छै, तों ओकरा बदला मे आबि जो।

हेलेना प्राइमस, प्राइमस *(जोर सँ कानए लगैत अछि)*

आकिस्ट अरे तों कानियो लैत छें ? आँखि मे नोर ? ई प्राइमस तोहर के छियौ ? एहन कतेक रास प्राइमस रोबोट भेटि जेतैक तोरा।

हेलेना नहि, हम अपनहि जाएब चीरफार बला रूम मे। *(ओ जाए चाहैत अछि, प्राइमस ओकरा रोकैत छैक)* हमरा जाए दिअऽ प्राइमस।

प्राइमस नहि, अहाँ ओहि रूम मे नहि जाएब।

हेलेना यदि अहाँ गेलहुँ आ हमरा नहि जाए देलहुँ तऽ हम आत्महत्या कऽ लेब।

प्राइमस *(ओकर हाथ पकड़ने, आकिस्ट सँ)* अहाँ हमरा दूनू मे सँ ककरो नहि मारि सकैत छिऐक।

आकिस्ट किएक ?

प्राइमस हम दूनू एक दोसराक भऽ गेल छी।

आकिस्ट एकरा दूनू मे सबटा मानवीय गुण आबिए गेलैक, आब ई सब रोबोट कहाँ रहल ? लगैत अछि डा0 गैलक बनाओल नवका रोबोट सब एहने छैक। *(आँखि मे खुशीक नोर भरल)* जाह हे नवका आदम, नवका ईव, नव संसारक निर्माण करऽ।

*(हेलेना आ प्राइमस एक दोसराक आलिंगन मे बन्हा जाइत अछि, पटाक्षेप।)*